

चित्र 2-दुखनी देवी (अमनजीक माता)



चित्र 3-अमनजी युवावस्थाम



चित्र 4-रामनजी अपन पत्नी दुलरीया देवीक संग



चित्र 5-बामासँ दहिना (पहिने पुरुष आ तकर बाद महिलाक निर्देश)- अमरजी, हुनकर पत्नी, सातम डॉ0 बालक नाम नारायण कर्ण, आठम छोटका बालक संदीप कुमार आ नवम माझिल बालक प्रदीप कुमार, सबसँ अंतिम जमाय मनोज चौधरी। अमरजीक छोटकी पुतोहु अनिशा, पाता निलक, डॉ0का बालकक पत्नी निर्मला देवी, तकराबाद अमरजीक बेटी प्रमिला कुमारी आ अंतम मझिली

पुनह अंशु कुमारी निवास पर आदिती, पापा अंकित आ कानाम पर साजी।



चित्र 6-अमरजीक एकटा आन पारिवारिक चित्र (नाम उपरम देखि चीन्हल जा सकैए)

𑒁𑒣𑒢 𑒧𑒢𑓀𑒞𑒫𑓂𑒨 editorial.staff.videha@gmail.com 𑒣𑒩 𑒣𑒚𑒰𑒍।

२.३.𑒣𑓂𑒩𑒰𑒧𑒱𑒬𑒰 𑒧𑒱𑒬𑓂𑒩𑒰- 𑒩𑒰𑒧 𑒦𑒩𑒼𑒮 𑒏𑒰𑒣𑒛𑓃𑒱 '𑒦𑓂𑒩𑒧𑒩' 𑒏 𑒫𑓂𑒨𑒏𑓂𑒞𑒱𑒞𑓂𑒫



**𑒣𑓂𑒩𑒰𑒧𑒱𑒬𑒰 𑒧𑒱𑒬𑓂𑒩𑒰,𑒬𑒼𑒡𑒰𑒩𑓂𑒟𑒲**

**𑒩𑒰𑒧𑒦𑒩𑒼𑒮 𑒏𑒰𑒣𑒛𑓃𑒱 '𑒦𑓂𑒩𑒧𑒩' 𑒏 𑒫𑓂𑒨𑒏𑓂𑒞𑒱𑒞𑓂𑒫**

𑒬𑓂𑒩𑒲 𑒩𑒰𑒧𑒦𑒩𑒼𑒮 𑒏𑒰𑒣𑒛𑓃𑒱 '𑒦𑓂𑒩𑒧𑒩' 𑒣𑒴𑒩𑓂𑒫 𑒁𑒡𑓂𑒨𑒏𑓂𑒭 𑒮𑒰𑒗𑒰 𑒣𑓂𑒩𑒏𑒰𑒬𑒢,𑒣𑒴𑒩𑓂𑒫 𑒣𑒩𑒱𑒭𑒠 𑒮𑒠𑒮𑓂𑒨, 𑒢𑒹𑒣𑒰𑒪 𑒣𑓂𑒩𑒑𑓂𑒖𑒰𑒣𑓂𑒩𑒞𑒱𑒭𑓂𑒚𑒰𑒢,𑒯𑒰𑒪 𑒁𑒡𑓂𑒨𑒏𑓂𑒭 𑒧𑒡𑒹𑒬 𑒣𑓂𑒩𑒑𑓂𑒖𑒰

प्रतिष्ठान, मधेश प्रदेश, वरिष्ठ साहित्यकार तथा पत्रकारक जन्म धनुषा जिल्लाक साबिक बघचौरा गाउँ पालिका ४ सम्प्रति हंसपुर नगरपालिका २ बघचौरा पूर्वटोलमे एकगोट सम्पन्न परिवारमे भेल छलनि। पिता स्वर्गीय रामगुलाम कार्यी आ माय स्वर्गीया दुखनी देवीक छोट सन्तानक रूपमे जन्म ग्रहण कएने रमनक एकगोट भैया , एकगोट दिदी आ एक गोट बहिनी छनि। दिदीक ८६,८७ वर्षक लगभगमे ,किछुमासपूर्व देहावसान भ' गेलनि। पिता रामगुलाम कार्यी बघचौरामे मात्र नहि परोपट्टामे प्रतिष्ठित समाजसेवीक रूपमे चिह्नल जाइत छलाह। ओ तत्कालीन बघचौरा गाउँ पञ्चायतक लगातार तीन बेर प्रधानपञ्च निर्वाचित भेल छलाह। पचासो बिगहा खेत, फूलबारी, पोखरी, इनार सहित बघचौरा आ जनकपुरधाममे सुविधा सम्पन्न पक्की घर छलनि। हुनका गामवासीसभ आदरसँ ' अधिकारी ' मालिक कहि क सम्बोधन करैत छलनि।

## रमनक बाल्यकाल

धनुषा जिल्लाक बघचौरा गाममे विक्रम सम्बत जन्म २००८ साल श्रावणमे जन्म ग्रहण कएने रमनक प्रारम्भिक शिक्षा गाममे भेल छलनि। गाममे एकटा सम्पन्न तीनहत्था कठ्ठाइ साहुक दलानपर खुजल मधुकनही निवासी गनेशलाल कर्णक चटिसारमे हुनका दुनू राइतिकजवनदम्भी पठाओल गेल नहिन्हि। आनाकानी कएलापर नाकर बहादुरक कहि पाठशालामे गेला त मुदा काना बहुत जल्दीए आबि गेला। इ क्रम किछु दिन चललै। एकर कारण नहैक मायक दुलार,खान पीन,खलधुप। आ जखन मन लाग लगलैक त पाछा

घूमि क नहि देखलक। गुरूजीबला खाँधि,विरंगनहाआदि ओ गुड्डियाँसं हाड्डा पाटी दूआड्डा धरि चलल तकरा बाद पंचायतक यादव मिडिल स्कूलमे नाम लिखाओल गेल आ तखन ओतहि पढ़ैत तीन क्लासक बाद आगाँ पढ़बाक लेल जनकपुरक सरस्वती हाइ स्कूलमे नाम लिखाओल गेलनि । तकरा बाद ओतहिसं मैट्रिक आ नाना बहुमुखी कैम्पससं मैथिली विषयमे प्रथम श्रेणीमे एम.ए. कएल । बाल्यकालहिसँ पढ़य लिखयमे होसियार तथा नाकपट्ट रलाक कारणे हुनका सरगोट लेस प्रेम करैत छलनि। आर्थिक, सामाजिक आ शैक्षिक रूपसँ हुनक परिवार समाजमे प्रतिष्ठित छल तेँ हुनक बाल्यकाल सुखमय छलनि। अध्ययनक क्रममे जनकपुर आएलाह आ अपन सुधनसँ उत्पन्न अवस्थित पूर्णेनी घरमे नहि अध्ययन करए लगलाह। घरसँ खाद्य समग्री अबैत छलनि आ रानस बनबालल रेनसिया सङ्ग राखल गेल छलनि।

## ग्रामक शिक्षा

सबसं पहिल गामक चटिसारमे अ आ इ ई एस ल खाँधि विरंगनहा सब सिखलनि,पढ़लनि। तकराबाद पंचायतक बट्टी मिडिल स्कूलमे तीन वर्षा धरि पढ़लाह। तकराबाद गाममे आएल एकटा गामविकास अधिकारीक उत्प्रेरणासं बाबूजी हुनका दुनू भाइक जनकपुर सरस्वती हाइ स्कूलमे नाम लिखा देलकनि। जनकपुरमे अपन पक्की मकान छलनि। एकटा रेनसियाक संग ओ जनकपुरक आवासपन नहि सरस्वती माध्यमिक विद्यालयसँ एसएलसीधरिक शिक्षा प्राप्त कएलनि आ प्रवीणता प्रमाणपत्र ( आइ .ए. ), स्नातक (

बी.ए. ) आ स्नातकोत्तर ( एम.ए.) धरिक अध्ययन रामस्वरूप रामसागर बहुमुखि क्याम्पस, जनकपुरधामसँ प्राप्त कएलनि। डा. धीरेन्द्रक सद्प्रयाससँ राराब क्याम्पसमे सुरू भेल मैथिली स्नातकोत्तर विषयक ओ पहिल बैचक छात्र छलाह आ प्रथम श्रेणीमे स्नातकोत्तर उत्तीर्ण कएने छलाह। स्वर्गीय रामगुलाम कार्की आ स्वर्गीय दुखनी देवीक तेसर सन्तानक रूपमे जन्मग्रहण कएने हिनक पिताक नाम छनि सुकुमार कार्की, दिदीक छलनि दाया देवी (जनिक हालमे स्वर्गवास भ' गेलनि) आ बहिनक सारानन्दी देवी। हिनक विवाह किसानानस्थाम धनुषा जिल्लाक भगवानपट्टी गाममे दलीया देवीसंग भेल छनि। हुनका तीनगोट पुत्र आ दुगोट पुत्री छनि। ज्ये० पुत्र रामनारायण कार्की जनकपुर एक्सप्रेसक सम्पादक छथि आ राजनीतिमे सेहो संलग्नछथि तँ माझिल प्रदीप कार्की नेपाल खाद्य संस्थानमे कार्यरत छथि। छोट संदीप कार्की उच्च कोटिक कम्प्यूटरक ग्राफिक एक्सपर्ट छथि आ अपन व्यवसाय करैत छथि। दुनू बेटीक विवाह भ' गेल छनि।

**साहित्यमे अएबाक प्रसंग।**

सरस्वती हाइस्कूलमे अध्ययनरत रहल समय हुनका सम्पर्क भेलनि डा. धीरेश्वर झा 'धीरेन्द्र' संग। ओ हुनक घरक पासमे डेरा ल' रहैत छलाह आ राराब क्याम्पसमे अध्यापन करैत छलाह। डा. धीरेन्द्रक सम्पर्कमे अएलाक पश्चात् हुनक आकर्षण साहित्यदिसि भेलनि। यद्यपि पत्र पत्रिका, साहित्यिक उपन्यास तथा कथा कविताआदि पढ़बाक रूचिमे हुनकामे पहिनहिसँ छलनि। ओ हिन्दीक

पुस्तक,पत्र पत्रिका पढ़बामे रुचि बढ़ैत छलन्हि। पहिने डा. धीरेन्द्रक प्रेरणासँ मैथिलीमे लिखए लगलाह। हुनक पहिल रचना बालकथा अछि ईमानदार बालक जे कथा तत्कालीन समयमे प्रतिष्ठित मैथिली साप्ताहिक मिथिला मिहिरक १९६४ ई. मे प्रकाशित भेल छल। तहिया हुनक उमेर १२ वर्षमात्र छल। तहिएसँ ओ अपन नामक पाछाँ 'अमन' लिखब शुरू कएलनि।

## अमनक व्यवसायिक जीवन

त्रिभुवन विश्वविद्यालयक आंगिक क्याम्पसक रूपमे रहल रामस्वरूप रामसागर बहुमुखि क्याम्पस, जनकपुरसँ मैथिली विषयमे प्रथम श्रेणीमे स्नातकोत्तर ( एम ए ) कएने छलाह अमन। मुदा ओ सरकारी सेवामे नहि गेलाह। त्रि.वि.वि. मैथिली शिक्षण विभागक तत्कालीन अध्यक्ष डा.धीरेश्वर झा 'धीरेन्द्र' हुनका बेर बेर प्राध्यापन पेशामे अएबाक बास्ते आग्रह कएने छलाह मुदा ओ विश्वविद्यालय सेवामे जएबाक अपेक्षा पत्रकारिता, स्वतन्त्र लेखन, अध्ययन, अनुसंधान आ यात्रामे रमल रहबाक निर्णय कएलनि। आर्थिक रूपसँ सबल तथा व्यापारसँ सम्बद्ध परिवारक होएबाक कारणे ओ स्वतन्त्र पेशा अर्थात् पत्रकारिता आ स्वतन्त्र लेखन विधा चुनलनि।

अमन २०२६०२७ सालमे वैदेही साप्ताहिकक कार्यालय प्रतिनिधिक रूपमे पत्रकारिता प्रारम्भ कएने छलाह। २०४६ सालक राजनीतिक परिवर्तन पश्चात् देशमे बहुदलीय प्रजातन्त्र स्थापना भेल। निजी क्षेत्रसँ सेहो ब्रोडसिट पत्र पत्रिकासभक प्रकाशन शुरू भेल।

राजधानीसँ प्रकाशित होइत पत्र पत्रिकामध्य कान्तिपुर पब्लिकेशनक कान्तिपुर दैनिक सेहो छल। एम्हर २०५९ सालसँ कान्तिपुरक जनकपुर संवाददाताक रूपमे काम कएलनि। कान्तिपुर प्रकाशन गृहक शुरूक ७ वर्षधरि ओ ओहि पत्रिकाक जनकपुर समाचारदाताक रूपमे काज कएलनि ।

कान्तिपुर राष्ट्रिय दैनिकसँ पहिनहि ओ मैथिलीक पत्रकारिताक क्षेत्रमे स्थापित भ' चुकल छलाह। प्रकाशक सम्पादकक रूपमे हुनक पहिल पत्रिका मैथिलीमे छल जकर नाम छल अर्चना (२०३० साल)। ई पत्रिका दश वर्षसं ऊपर चलल। मैथिली संसारमे मिहिर बाहेकक पत्र कम्मे छल वा नगण्य छल। एहनमे अर्चना अपन पात्रता कायम राखि नेपाल भागक सभकेँ रचनाकारक आगाँ लएबामे महत्वपूर्ण भूमिकाक निर्वाह कएलक। ◌् डा. धीरेन्द्रक शब्दमे एकर सम्पादक श्री एमनक स्वच्छ दृष्टिक कारणेँ, अपन श्रीगणेश कालखण्डमे ई महत्वपूर्ण भ' गेल अछि। अर्चना ओहि समयक प्रकाशन छल जहिया नेपाली बाहेकक पत्रक दर्ता नहि कएल जाइत छलैक। तखन मैथिली सामयिक संकलन कहि एकर प्रकाशन होइत छल। अनेक बाधा व्यवधानक बाद अर्चना चौदह पन्द्रह वर्ष निकलल। नेपालक पहिल आ एखन धरि एक मात्र मैथिली साहित्यक इतिहासकार डा. प्रफुल्ल कुमार सिंह मौन अपन नेपालक मैथिली पत्रकारिता:एकटा सर्वेक्षण शीर्षक आलेखमे लिखै छथिअर्चना(२०३०,फागुन)क मुख्य उद्देश्य नेपालमे हेराएल,भोतिआएल,अनचिन्हार मुदा प्रतिभासम्पन्न साहित्यकार लोकनिक स्वस्थ साहित्यक मैथिली संसारक आगाँ राखब छलैक। दोसर ओ नियत प्रकाशन धरि अपन घोषित उद्देश्यक संग

अनुरूप चलि रहल अछि। हुनका लग अर्चनाक बारह वर्षक जीवन यात्राक (२०३०२०४१)उपलब्धि ६२टा अंक प्रत्यक्ष अछि। अर्चना भ्रमरक एकल प्रयास आ साहसिक प्रयास चलि रहल अछि। ई अर्चनाक माध्यमे नेपालक मैथिली रचना,भाषायी सामर्थ्य एवं रचनाधर्मिताक यथासमय प्रस्तुत करबामे सफल भेल छथि। साहित्य अकादमी पुरस्कार प्राप्त मैथिली पत्रकारिताक इतिहास पुस्तकमे श्री अमरजी लिखने छथिअर्चना नेपालमे एकमात्र एहन पत्रिका अछि जे मातृभाषाक अर्चनामे अपन सम्पूर्ण शक्ति समर्पित कएने अछि। अर्चनाक एखन धरिक योगदान उल्लेखनीय अछि। ३

तकराबाद नेपाली मासिक अंजली आ मैथिली त्रैमासिक आंजन। विसं २०३९ सालसँ हुनक सम्पादन आ प्रकाशनमे शुरू भेल छल गामघर मैथिली साप्ताहिक जे आइ धरि निरन्तर प्रकाशित होइत आबि रहल अछि। ई देशक पहिल मैथिली समाचार पत्र अछि जे करीब ३९ वर्षसँ निरन्तर प्रकाशित भ रहल अछि। एहि साप्ताहिक मार्फत मैथिली आ नेपालीक अनेको साहित्यकार आ पत्रकारक जन्म भेल अछि। स्थानीय नेपाली दैनिकसभ सुप्रभात (२०७४) क प्रबन्धक सम्पादक सेहो ओएह छलाह। सम्प्रति जनकपुर एक्सप्रेस (२०७७) क सेहो प्रकाशन कएने छथि।

पत्रकारिता,स्नातक लेखनसंगहि ओ नेपाल सरकारक साझा प्रकाशनक अध्यक्ष रूपमे सेहो काज कएने छथि। साझा प्रकाशनक इतिहासमे ओ पहिल मधेसी अध्यक्ष भेलाह। नेपाली भाषा आ नेपाली

कर्मचारीसभक खलबला रहल साझा प्रकाशनक ओ अपन एक वर्षक कार्यकालमे कायापलट क' देने छलाह। पहिल बेर नेपाली वाङ्मयक इतर भाषा मैथिलीक पुस्तक सेहो हुनक कार्यकालमे प्रकाशन भेल छल। नेपाली साहित्यकारसभक चित्रक संग मैथिलीक महाकवि विद्यापतिक चित्र सेहो प्रकाशन करौलनि। साझा प्रकाशनक अध्यक्ष पदपर आसीन रहैत काल हुनका नेपाल प्रज्ञा प्रतिष्ठानक प्राज्ञ परिषद सदस्य नियुक्त कएल गेलनि। तकराबाद ओ साझा प्रकाशनसँ राजिनामा द' प्राज्ञपरिषद सदस्यक रूपमे चारिवर्ष काज कएने छलाह। प्राज्ञक रूपमे ओ मैथिली लोक संस्कृतिपर उल्लेख्य काज कएलनि आ करबौलनि। हुनक संयोजनमे सलहेस, दीनाभद्री, जटजटिन सदृश्यक लोकगाथा,लोकनाट्यसभक विषयमे अध्ययन अनुसंधान, लेखन आ प्रकाशन भेल। ई लोक साहित्यक अनुसन्धानक हेतु सन्दर्भ सामग्रीक रूपमे नेपाल भरिमे मान्य अछि।

एमन भाषा, साहित्य, संस्कृतिसंगहि साहित्यक प्रायः सम्पूर्ण विधामे धुरन्धर लिखैत आएल छथि। एकरा अतिरिक्त ओ उच्चकोटीक फोटोग्राफर आ चित्रकार सेहो छथि। एखनधरि एमनद्वारा लिखल गेल मैथिली ,नेपाली,हिन्दी आ अंग्रेजी भाषाक करीब ४० गोट पुस्तक प्रकाशित भ' चुकल अछि। हुनक एकटा पुस्तक अछि मिथिलाक लोक जीवनः लोक सन्दर्भ जकर विमोचन जनकपुरमे भेल जाहिमे पटनासँ डा. रमानन्द झा रमण,कोलकातासँ अशोकजीजी,दरभंगासँ डा. भीमनाथ झा,बंगलोर लगायत काठमाण्डूसँ

नेपाल प्रज्ञा प्रतिष्ठानक कुलपति गंगा प्रसाद उप्रेती आएल छलाह। हुनक लेखनी एखनहुँ चलिते रहल छनि।

## मानसम्मान

एखन मैथिलीसँगहि नेपाली साहित्यक सेहो प्रसिद्ध साहित्यकार छथि। साहित्यक प्राय ०४ सम्पूर्ण विधामे ओ निरन्तर सृजनारत छथि। एहि कारणे ओ मैथिली आ नेपाली दुनू साहित्यदिसक पुरस्कार आ सम्मान प्राप्त कएने छथि। नेपाल राजकीय प्रज्ञाप्रतिष्ठानद्वारा प्रदत्त प्रथम 'मायादेवी प्रज्ञापुरस्कार२०७२ (रु.१०००००)'सँ ओ पुरस्कृत छथि। तहिना विद्यापति सेवा संस्थान, दरभङ्गाद्वारा 'मिथिला विभूति' सम्मान, लेखन प्रकाशन, पटनाद्वारा 'लेखन सम्मान', नेपाल मैथिली साहित्य परिषद्, जनकपुरद्वारा 'वैदेही प्रतिभा पुरस्कार', अन्तर्राष्ट्रिय मैथिली सम्मेलन मुजफ्फरपुरद्वारा 'मिथिलारत्न' सम्मान प्राप्त कएने छथि त मधुरिमा नेपालद्वारा 'मधुरिमा सम्मान', रचना समिति, पटनाद्वारा यात्री चेतना पुरस्कार, साझा प्रकाशनद्वारा साझा लोक संस्कृति पुरस्कार२०६८ आ नेपाल सरकारद्वारा स्थापित विद्यापति पुरस्कार कोषद्वारा वर्ष २०६९क मैथिली भाषा साहित्य पुरस्कार२०६९ सेहो प्राप्त कएने छथि। २ लाख राशिक उक्त पुरस्कार मैथिली साहित्यमे प्रदान कएल जायवला सर्वाधिक राशिक पुरस्कार अछि। (२०६९),रायपुर(छत्तीसगढ,भारत)द्वारा मिथिला विभूति सम्मान(२०६९) मैथिल समाज ,रहिका(मधुवनी ,बिहार,८ अप्रिल २०१८ई.) नेवारी भाषा साहित्यक संस्था केशलाल वाखं सिनेया

कथा पुरस्कार(२०१० ई० २१ गत), हुनक घरमुहाँ उपन्यासक लेल रु. पचास हजारक गंकी धुस्वाँ वसुन्धरा पुरस्कार प्राप्त(२०११) लगायत दर्जनो सम्मान, पुरस्कार प्राप्त। एकरा संगहि हुनका पार्वती प्रतिष्ठान, सिसौटिया सर्लाहीद्वारा 'पार्वती सम्मान'सहित दर्जनो सम्मान आ पुरस्कार प्राप्त छनि।

## सामाजिक क्षेत्रमे सक्रियता

रामभरोस कापड़ि'भ्रमर'क मुख्य परिचय एकटा साहित्यकार आ कुशल पत्रकारक छनि मुदा ओ सामाजिक आ राजनीतिक क्षेत्रमे सेहो ओतबे सक्रिय छथि ताहिबातक जानकारी बहुत थोड़ लोकक छनि। साहित्यिक स्रष्टाक रूपमे ओ मैथिली भाषा, साहित्य, कला, संस्कृतिक सेवा क' रहल छथि त' विभिन्न संघ संस्थामे संलग्न रहि भाषा,साहित्य, कला,संस्कृतिक संस्थागत विकासमे सहयोग क' रहल छथि। तहिना राजनीतिक क्षेत्रमे सेहो हुनक अहम योगदान छनि। तत्कालीन कठौना गाउँ पञ्चायतक उपाध्यक्ष रूपमे निर्वाचित भ' ओ गाम पञ्चायतक विकास निर्माणमे अहम योगदान देने छलाह त अपन पुर्खौली गाम बघचौरामे अवस्थित उच्च माध्यमिक विद्यालयक व्यवस्थापन समितिक अध्यक्ष रूपमे ओ विद्यालयक शिक्षाक गुणस्तर बढ़ेबामे अहम योगदान देलनि।

ओ मैथिली साहित्य परिषद, नेपालक अध्यक्ष, तराई जनजाति अध्ययन प्रतिष्ठान, जनकपुरक अध्यक्ष, जनकपुर ललित कला प्रतिष्ठान, क अध्यक्ष, दीनानाथ भगवती समाज कल्याण गुठी, जनकपुरक सचिव, पत्रकार महासंघ, धनुषाक राष्ट्रिय पार्षद आदिक रूपमे सेहो

उत्कृष्ट काज कएने छथि। काठमाण्डूमे आयोजित सार्कस्तरीय कवि गोष्ठीमे मैथिली भाषाक प्रतिनिधित्व सेहो कएने छलाह।

**मधेस आन्दोलनमे योगदान :४**

पत्रकारितासंगहि ओ मधेश आ मधेशीक विचार, समस्या आ समस्या समाधानक उपायआदिपर निरन्तर चिंतन मनन करैत रहैत छथि। २०६३ सालक मधेश आन्दोलनमे ओ अपन पत्रिका गामघर तथा जनकपुर एक्सप्रेस दैनिकक माध्यमसँ आन्दोलनक पक्षमे जनमत बनैबामे अहम योगदान देलनि। ओ स्वयं सेहो आन्दोलनक पक्षमे सडकपर उतरलाह आ अधिकारविहीनसभक अधिकार सुनिश्चित करैबामे सक्रियता देखौलनि। ओतबे नहि,मधेश आन्दोलनक समयमे राष्ट्रीय मिडिया आन्दोलनक गलत व्याख्या क रहल छल, ओ एकरा नेपालसँ अलग होएबाक आन्दोलनक रूपमे प्रचारित करैत छल, तखन विचार भेलै जे ओ[illegible]यानक सम्मतियाक बात अवगत कराओल जाए। समस्या ठीक नहैक जे ओ सभ ककरा कहल पर विश्वास क सकैत अछि। तखन तय भेलैक जे रामनजी उपयुक्त पात्र होयताह आ हुनकासँ सम्पर्क कएल गेल। ओ तत्काल स्वीकार क लेल नहि। आ तखन घनघोर वर्षाक बीच पटना गेलाह राति दू बजे। मधेश आन्दोलनक कमाण्डर उपेन्द्र यादवजीसँ लगातार सम्पर्कमे छलाह। दोसर दिन भोर अपन सम्बन्धक प्रयोग क मिडियाक [illegible] बजाओल गेल। हुनका चिन्ता छलनि जे ओ सभ कतेक [illegible] करैत अछि। मुदा जखन अति संवेदनशील सूचना पर मिडिया पर्सनसभक जे प्रतिक्रिया भेल ओ अद्भुत छल। एकाक रूपमे रामनजी मधेश आन्दोलनक [illegible]

सुनौलकनि आ स्पष्ट कयलनि जे ओ आन्दोलन अलगावक नहि ड्रताजक अछि जे दू नम्बरसँ एक नम्बरक नागरिक बनि देशक मूलधारमे आब चाहैत अछि जकरा अदौसँ अलग रखबाक बात होइत आएल छल। यत्रकान सम्मेलनक सफलता तखन वूमम आएल जखन हुनका अखबारमे ओ समाचार लगभग प्रथम अखबारमे आएल।

प्रथम मधेस आन्दोलनक अनुरूप आ आन्दोलनक नामपर समाजमे पसरल साम्प्रदायिक द्वन्द्वक निरुत्साहित करैत सामाजिक सद्भावक सङ्गहक आधार बना डा. एकटा उपन्यास लिखलनि घनमुँहा। जकर मुख्य विषयवस्तु मधेश आन्दोलन अछि। एहि उपन्यासक हिन्दी, भोजपुरी आ नेपाली भाषामे अनुवाद सेहो भ' चुकल अछि। एही उपन्यासपर हिनका पचास हजार टकाक गंकी धूम्नाँ वसुन्धरा पुरस्कार पुरस्कार भेटल छन्हि।

## रूबी आ स्वराज

भ्रमण व्यक्तिगत जीवनमे निक निकुण खायबला आ व्राण्डत करता पहिरनिहार व्यक्ति छथि। आर्थिक रूपसँ सक्षम परिवारमे जन्मल भ्रमणक बाल्यकालक ई सौख एखनहुँ विद्यमान अछि। संङ्गे मार्शल, कम्प्यूटर, ड्रामा इनक दोसर सौख थिक। कैमरामे नीक फोटो खिचब आ एहि फोटोसभक सृजन राखब इनक विशेषता छनि। एकर अतिरिक्त डा. फिल्म निर्माण, फिल्म लेखनआदि कलामे सेहो नियुक्त छथि। डा. अध्ययन आ भ्रमण करबामे सेहो विशेष

नुचि नखेंग छथि। ओ नयाल आ रानासंगहि चीनक सङ्ग व्रमध कण्न छथि।

**संदर्भ-**

१) अजय अनुनागी ः लाकान्द्न तटकम ः अनलाइन यत्रिका। प्रकाशन ःकात्तिक २, २०७६

२) गामघन साप्ताहिक,२०४१ चैत १ गतक अंक सं।

3) मैथिली यत्रकानिताक इतिहास: श्री चन्द्रनाथ मिश्र अमन,मैथिली अकादमी,यटना

**अयन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **यन यठाउ।**

## २.४.रीमनाथ झा- लोकजीवनयन समकाल आलोक



**रीमनाथ झा-संपर्क-7482066855**

**लोकजीवनयन समकाल आलोक**

श्री अमनजीक साहित्यवास वढ़ुहिसिला छनि। कोना खाँ ओकरहिसिला हाठ्ठ छै, कोना दूरहिसिला छै जे वउ उपजाउ गारिम गसना हसिल सूगनिअ जाठ्ठ छै। उाहन खाँ 'सानाक टूकउी' कहवे छै।

मुदा, हिनक खेतमे कतौं एहन फसिल छैक जे रोपनिसक ई उपजल नहि होइन्ह, उपजैत नहि होइन्हि। ओहो सूतल छथि ई कहना उर्वर भूमि एकरएक दिन ऊसर भऽ जाइ छै, जखन ओकर नमी सूखा जाइत छै। मुदा, हिनक खेतक नमी तँ दिनानुदिन बढ़िते गेल जाइत देखै छियनि। एहन जमीनक की कहबै? धानक टुकड़ी, मकैक टुकड़ी, मारीक टुकड़ीज कहि लियौ, सभ छजै। तँ न, वन् उनचासो बसात बहि जाउ, गैया हिनक चासक पचासो गाछ सभ झूमि लहलहाइत देखै छियनि।

कविता, कथा, उपन्यास, नाटक, एकांकी, निबन्ध, यात्रा संस्मरण, रिपोर्ताज, शोध, समीक्षा, टिप्पणी, जीवनी आदिआदि, सकल ज्ञानसँ अनवरत चलि रहल छथि, तकर ठाम एखन बहुत दूर छनि। बीचक जगहकँ लगातार रेतैत चलबाक छनि। स ओ कऽ रहला अछि। हम एकरा मध्यान्तर सेहो मानैत छियनि। अपने पूछब किएक? हम कहब तकर प्रमाण थिक ओ पोथी 'मिथिलाक लोकजीवन ओ लोकसंस्कृति'। जे दिन मे जेऽ ओ पढ़लनि अछि, जे ओ देखलनि अछि, जे ओ सिखलनि अछि, जे ओ लिखलनि अछि, तकर फलक तँ लगातार विभिन्न पोथी सभमे देखबैत आबि रहल छथि। एहि कृति संग्रहक नीवाओ आनिकऽ राखि देलनि अछि। अर्थात एहि पोथीकेँ लेखकक एतेक दिनक कार्यकौशलक 'निचोड़' मानि सकै छी।

एहि पोथीक रचना सभक लेखनचक्र चारि दशकसँ उपरक होयबाक चाही। एतावता जाहि जाहि दिशामे जेतेक दूर धरि हिनक बौद्धिक

प्रवेश दऽ सकलनि अछि, एकर (0)ास साक्ष्य तँ अनेक ठाम कृति प्रस्तुत कयने अछि।

एतऽ विवेच्य विषयक संकेत मात्र करबाक प्रयास कयल अछि

विषय

साहित्यिक, सांस्कृतिक, ऐतिहासिक, राजनीतिक, प्राकृतिक, शास्त्रीय एवं लोकपक्षीय अछि, जकर विचारक केन्द्रमे नेपालदेशान्तर्गत समस्त मिथिलाञ्चलीय भूगोल आबि गेल अछि। लेखकक दृष्टिक व्यापकता तँ विषयक विविधता, विवेचकक सूक्ष्मता, शोधक स्पष्टता, अभिव्यक्तिक निर्भीकता एवं तर्कक अकाट्यता पाठीसँ प्रमाणित भऽ जाइत अछि।

विद्वान लेखक मध्यकालीन गीतक उद्भावक विद्यापति व्यक्त कयने छथि तँ तिरहुतिया गीतक पालयन संग स्पर्श कयने छथि। एक दिस मिथिलाक पारम्परिक कीर्तनियानाचनाक खोज कयने छथि तँ दोसर दिस शिशुगीतक विभिन्न रूपक दर्शन करबैत छथि। मृत्युगीतक परम्परामे पावस, होरी आ वसन्तक उल्लास बँटैत छथि तँ गंगाक पावनताक संग एवं कमलानदीक सांस्कृतिक महत्त्वसँ परिचय करबैत छथि। अपन लोकसंस्कृतिक वैशिष्ट्य प्रकाशनक क्रममे लोकचित्रकला, लोकनृत्य, (मिथिला आ जटाजटिन) एवं लोकदेवता (सलहेस दीनाभद्री एवं राजा देवथनी) क चरितचर्चा कयने हुनका लौकिक महत्त्व देखबैत छथि। तहिना, धनुषाक मकर, मूलन, ज्ञातशीतल, श्रीपंचमी, परिक्रमा, छठि तथा रामनवमी सन मिथिलाक विशिष्ट पावनितिहानकेँ सामाजिक समरसताक प्रतीक मानैत

छथि। धार्मिक स्थलमे जनकपुर, अहल्यास्थान एवं दुहबी गढीक विशेष उल्लेख रहल अछि। जनकपुरक एक सुविख्यात जानकी मन्दिर (नौलखा) क निर्माणसम्बन्धक विस्तृत प्रमाणक अभाव मानैत ताहि दिस अनुसन्धानक हेतु विद्वान सरकार आ जनताक ध्यान आकृष्ट करैत छथि। ऐतिहासिक घटनाक क्रममे कनिष्क आ हर्षवर्धन केँ मिथिला आ नेपालसँ सम्बन्धकेँ सप्रमाण पुष्ट कयने छथि।

नेपालमे भेटल विद्यापतिपदावलीक प्रसंग उठाय ताहिपर पाँच शोध अनुसन्धानमूलक निबन्ध लिखने छथि, जाहिमे उनकर खोज एवं तकर व्यापक अध्ययनक आह्वान कयल गेल अछि। हुनक अतिरिक्त लोककवि घाघ, कवीश्वरचन्दा झा, कविचूडामणि मधुप, महाकवि यात्री एवं लोकगाथा उद्धारक काव्य विमर्श उपयोगी अछि। मैथिली कविता एवं पत्रकारिताक संगहि साहित्यमे नारी विमर्शपर हुनकासँ विचार कयल गेल अछि। तहिना, एक निबन्धमे भानुभक्तक रामायण आ लालदासक रमेश्वर चरितक तुलनात्मक अध्ययन महत्वपूर्ण अछि। एकर अतिरिक्त नेपालस्थ मैथिलीक सामाजिक, राजनीतिक, राष्ट्रीय भाषानीतिक संगहि शिक्षानीतिक समस्याकेँ प्रमुखताक संग उजागर कयल गेल अछि।

अन्तमे ईहो कहब जे संवेदनशील साहित्यकार द्वारा प्राकृतिक आपदा भूकम्प आ कोरोनाक त्रासदीकेँ साहित्यमे समेटबाक दायित्वक कारण छोड़ल जा सकैत छल, जाहिमे सम्पूर्ण मानवता तबाह भऽ गेल !

ओगानना निषयनस्थुक संकासँ स्पष्ट होऽ॒ॢठ जे समीक्षा पाथी सए नर्गक पाठकक अपजा पूर्ध कनवाक पाथ्या नखो अछि। सामान्य पाठककँ ओगवा जनगव प्राप्त कनवा लल साग घाटक पानि पीवऽ पतिगनि। अनूसाद्मस् उा स्लानयियास् गंरीन अध्यागभ्मक विन्दनक हेतु अनक विद्ध स्टगनि ओनं दूनका लाकनिमं स्नूवि निषयक आन अधिक जिस्लासा जगौगनि।

सएसँ लाएाक्षिग गँ द्नू पानक 'अमन' प्रमी पाठक हायगा जनिका अपन प्रिय साहित्यकानक अस्निव नूयक दर्शन हायगनि। अनक दगम वसल प्रवासी मैथिल समाजक उा लाकनि, जे सए अपन मिथिलामैथिलीक गनिमामय अगीग ओनं उज्ज्वल नर्गमानक गुधगान गँ सूनैग छथि, किन्तु अपन धनाहनक जानि नहि सकल नहथि, गनिका सएक हेतु गँ ऽ॒ॢी पाथी मिथि मिथिला ताऽ॒ॢनक्षनी कही सैह थिकनि। हर्ष अछि जे अमनिकाक मिथिला संटन अपन प्रकाशनक श्रीगधेश सर्वथा उपयूक्त पाथीसँ कयलक अछि।

**अपन मंगव्य** editorial.staff.videha@gmail.com**पर पठाउ।**



## विजय कुमार मिश्र

## नामरूपास कायति 'अमन'जीक संग साक्षात्कार

१. नाम रूपाससं अमन काना बनलहुं?

(१) ई गप थिक हाईस्कूलक। जखन मैट्रिकक परीक्षाम फाँर्म भरवाक समय अबैलैक त किछु मित्र कहलनि जे नाम बदलि भरवैक से स्थायी भऽ जाएत। हम 'अमन' उपनामसं गद्य पद्य लिखैत रही। तैं जं एकना फाँर्मम लिखदवैक त 'अमन' हमर स्थायी उपनाम भऽ जाएत। आ तहिये लौल सं हम एकना लिखत रही। मुदा हमर प्रधानाध्यापकके ई नहि पचलनि। ओ एकना कटैत हमरा निक जकां डपटानलनि सए चारुता है कि कविए वन जाएं..।

यद्यपि ओना हमर नाम त काटि देल गेल, मुदा हमर मोनमे उठल जे लऊ रहए से एकटा संकल्प रूपमे रूपान्तरित होइत 'अमन' उपनामक संग रचनाशील रहल। आ आइयो हमर संग एहि तरहेँ जुड़ल अछि जे मैथिली मे जँ 'अमन' कही त प्रायः लोक हमरा बुझैत अछि।

२. नाटक,रंगमंच,गीत आदिक नाम खास साहित्यसृजनक अमनक कोना बनलहुँ?

(२) हम कहियाकल छी शुरुएसँ 'अमन' लिखैत रहलहुँ। प्रायः तहिया हमरा लागल रहए 'अमन'सँ जेना राग रंगक बोध होइत छैक ओ हमर काँच मोनपर हावी भऽ गेल छल। तेँ गीत हो, नाटक हो अथवा साहित्यक अन्य विधा..। हम निरन्तर 'अमन' उपनामक संग लिखैत रहलहुँ।

३. सुनल अछि लोक गीत आ अन्य गीतक कैसेट सेहो कयने छी। ओकर परिणाम कहू?

(३) हम बच्चेसँ गीतक प्रति आकर्षित रहलहुँ। हाइस्कूलमे रहैत आठ वर्षक एकटा गीत संग्रह 'जवानीक दिन' नामसँ निकालने छलहुँ। जे रतन सुमन पर एकटा गायक द्वारा गाओल जाइत छल। बादमे हमर बहुत गीत प्रसिद्ध भेल। नेपाली फिल्म 'सीता'मे हावी गीत खूब चर्चित अछि। तहिना मैथिली टेलीफिल्म 'एकटा आओर बसन्त' मे दूटा गीत फिल्मांकन भेल जाहिमे 'सखी हे साओनक बून्न मिसी काहे लोकप्रिय रहल। किछु वर्ष पूर्व 'अनियन' नामसँ

६ गोट गीतक एलबम बहार कएलहुँ आ हिन्दिया एलबम क रूपमे श्रोताबीच पसीन कयल गेल। हमर अपन यूट्यूब चैनल अछि 'म्युजिक मिथिला' जाहिमे हमर आन आन गीत सब राखल अछि।

४. अपन साहित्य साधना,कला आ सांस्कृतिक साधनाक दस्तावेजी झलक देबाक आवश्यकता कखन बुझलहुँ?

(४) नेपालमे पुस्तक प्रकाशनक अवसर नहि रहैक। जहिया हम लिखब शुरू कयने रही ओहि समय गनल गुनल लेखक रहथि। ताहूमे पूर्णकालिक त नहिये। सब कतौ ने कतौ रोजगारीमे लागल छलाह। हम ओ कि ताहिसं मुक्त रही, पूर्णकालिक लेखक रहलहुँ। आ आइ प्रयास सं अपन पुस्तक प्रकाशित भS सकल अछि आ से निरन्तर रहत। हमर सदैव मान्यता अछि अपन चिन्तन मननक दस्तावेजी रूपमे राखि देबाक चाही। पाठकक तकर मूल्यांकन करए देबाक चाही। अपनसं अपन लेखन वा व्यक्तित्वक माथ पर चढा क राखब उचित नहि।

५.साहित्य, सिनेमा आ समाजक सरोकारक नकारल नहि जा सकैछ। एहिमे फिल्म निर्माताक भूमिका कतेक रहबाक चाही?

(५) साहित्य सिनेमा आ समाज एक दोसराक अभिन्न थिक। एक दोसराक बिना ककरो काज नहि भS सकैछ। साहित्य जहिना समाजक दर्पण कहल अछि, सिनेमा सेहो सामाजिक सद्भाव आ प्रेमक स्थापित करबाक माध्यम होइछ। तखन जखन साहित्य अपनबाट

छौड़ाक गलती करैत अछि, सिनेमा सेहो नीक सन्देश प्रसारित नहि कऽ रहैत अछि। तेँ फिल्म साहित्य आ संस्कृति संग लऽ चलबाक सामर्थ्य रखनिहार होयबाक बादो आ गरिम साहित्य ओकरा अर्थ प्रदान करैत अछि।

६.मिथिलाक लोक अवदानक संरक्षण करबाक लेल फिल्म निर्माणक महत्व कतेक ?

(६) हम पहिने कहल अछि समाजक खुजल बिम्ब थिक फिल्म। एत मिथिला आ मैथिल समाजक जीवन पद्धति, ओकर व्यथा कथा, हास परिहास संस्कृति संगीतक संग फिल्म बनत त ओकर महत्ता अपने आप समाजमे स्थापित भऽ जाएत।

७. फिल्म निर्माणक दृष्टिएँ पुनौराधाम,जनकपुरधाम आ सीतामढ़ी यथेष्ट शूटिंग मानल जाइछ। माता जानकी कहाँ धरि एहि लोकेशनमे जगह पौलनि अछि ?

(७) देखू ई त जानकारीक विषय भेल जे माँ जानकीक जन्मस्थली संस्कृति परिवेशमे फिल्म निर्माणक कतेक संभावना छैक आ तकर उपयोग कतेक कयल गेल अछि। ओना फिल्मकार लोकनि एहि लोकेशन पर निरन्तर शूटिंग करैत अएलाह अछि। भेल ओकर विषय वस्तु, माँ सीताक जीवनपर आधारित नहि हो। नेपालीमे फिल्म बनल छल सीता। मुदा ओ जनकपुरक पृष्ठभूमि पर लोककथाक संग पैघ बजटक फिल्म छल। हमर गीत एही फिल्ममे राखल गेल छल। आइ काल्हि जनकपुरधाम जानकीमंदिर लगायतमे एकटा नेपाली

फिल्मक शुटिंग एकमास सं भऽ रहल अछि। नाम अछि भागलपुर गीता। मुदा कथा किछु आर छैक। काल्हिए पूर्णाधाम गेल रही। उत कहल गेल जे एम्हर शुटिंग होइत रहैत अछि। कोना रितिया अथवा भर्ट फिल्म आदिक। मात्र नामायधकालीन चरित्रक लऽ फिल्म बनल हो से हमरा ज्ञात नहि अछि।

८.नयालक फिल्म उद्योग आ आ का0माध्यम गायक गायिकाक संग गीतक स्थान अछि। उहिसं मिथिलांचल कहाँ धरि लाभान्वित भेल अछि ?

(८) नयालम नीक फिल्म उद्योग छैक। हं, एकनालल कोना फिल्मसीटी नहि भऽ पौलक अछि। तएँ एकर शुटिंग एहिना बौआ बौआ कऽ कयल जायत अछि। ढेरा कलाकार छथि, दर्जना गीत बनैत अछि। एकसं एक गायक छथि मुम्बइ धरिजा कऽ फिल्मक प्रासस होइत छैक। स्थानीय गायक गायीकासं गीत गवाउल जाइत छैक। जँ कि उदितनारायणजी नयालीए छथि तं कही हुनका सं गीत गवाउल जाइत छन्हि। तखन एहि इण्डस्ट्रीजसं मिथिलाञ्चलक की उपलब्धि त गोलमाल शब्दम कही त शून्य। कोना स्थान विशेषयन शुटिंग कऽ लव अथवा कोना मिथिलाञ्चलक कलाकारक छोट मोट भाल दऽ उपकृत कऽ देव समग्रनूयं 'लाभान्वित'क श्रेणीम नहि आनल जा सकैछ। हं तखन एक आधटा फिल्म आएल अछि जनून जाहिम मधेशक चरित्रकं आगां लावि कथाक उाजन दल गेल अछि।

९.आधुनिकताक अनर्गल प्रभाव आ अपसंस्कृतिक परिदृश्य सिनेमाक दोषी मानल अछि। एहना स्थितिमे मैथिली फिल्म निर्माण कोना होयबाक चाही ?

(९) आधुनिकताक नामपर जाहि तरहें फिल्मक कथानक आ अभिनय पक्षकें नजरअंदाज कऽ देल गेल अछि, ओ सर्वथा चिन्तनीय विषय अछि। तखन दर्शककें अपना दिश घिचबाक लेल आ बाक्सऑफिस पर पाइ असूलक लेल मात्र एकर उपयोग भऽ रहल अछि। एहन स्थितिमे ओ बनैत रहत त नीक फिल्मक गुंजाइश कम भऽ जाएत। भोजपुरी फिल्मक बढैत ढंगक पाछांक कथासं मैथिली फिल्म निर्माता लोकनिकें शिक्षा लेबाक चाही, नक्काल करक नहि, ओहिसं ओ कोना नकारात्मक गन्ध अबैत छैक त बचि कऽ रहबाक लेल। हमरा सभक अपन समाजमे बहुत एहन विषय अछि। तकर उठान कऽ दर्शक बीच आयल जा सकैत छैक। तकरा लेल व्यवसायिक निर्माता, निर्देशकक जरूरति छैक जे मैथिलीमे नहि अछि। किछु बनल, चलबो कयल मुदा ओ टिकल त सम्हरल नहि।

१०.अपन महत्वाकांक्षी साहित्य आ सांस्कृतिक यात्राक मुख्य मुख्य अंशक वर्णन करी?

(१०) साहित्य आ संस्कृति हमरा सभक प्राण अछि। जाहि परिदृश्यमे हम काज करैत छी ताहिमे त आर एकर जिम्मेदारी बढि गेल छैक। हमसभ एहि एकरा आगां लयबाक लेल प्रतिबद्धतापूर्वक लागल।

जहिया कहिया साहित्य सभाक अभियान शुरू करत नहि तहिया मात्र अपन साहित्यिक इच्छा पूर्ति लेल उत्साहित भऽ लागल रही। बादमे जखन हम ई अनुभव कएलहुँ, मैथिली भाषा, साहित्यमे हमरा सन लोकक काज करब कठिन छैक आ संख्या सेहो नगण्य छैक त ई हमर सीमित भऽ गेल। जाति पाति आ वर्ग विभेदक जालमे फँसल मैथिलीक सभ वर्ग उत्पक भाषाक रूपमे स्थापित करबाक एकटा लगन हमर महत्वाकांक्षाक आगा बढ़ौलक आ संभवतः तकरे परिणाम स्वरूप हम विनम्र समाजसँ प्रतिष्ठित व्यक्तित्व आ संस्थासँ सम्मानित भऽ गेल रहलहुँ अछि।

भेल हमर अभियान देरीसँ मान्यता प्राप्त कैलक आ तकर कारण एकला चला कर बाध्यता रहल। मुदा जखन स्वीकृत भेलहुँ त तहन सम्मान आ अवसर अबैत गेल। हमर ई एहन साहित्यिक आ संस्कृतिक यात्रा हमरा नेपालक बहुत प्रतिष्ठित संस्थान 'साझाप्रकाशन'क पहिल मधेशी अध्यक्ष बनौलक, नेपाल प्रज्ञा प्रतिष्ठानक परिषद् सदस्य बनौलक आ एखन मधेश प्रदेश सरकार द्वारा गठन कएल गेल 'मधेश प्रज्ञा प्रतिष्ठानक अध्यक्षक रूपमे काज करबाक अवसर प्रदान कएल गेल अछि। कहबाक जरूरति नहि, जाहि साहित्यिक आ सांस्कृतिक यात्राक लेल हम विनम्र निजी स्तर पर लागल रहलहुँ, आब सरकारी स्तर पर ताहूसँ नीक ढंगसँ, उचित प्रक्रियासँ एहि उत्पक लेल काज कऽ सकब।



## साक्षात्कार- दिनेशचन्द्र गोयल

## मैथिली पत्रकारिता ऐनामे अपन अनुहार देखि देखि खुश होइत रहल करैत छी:वरिष्ठ साहित्यकार,सम्पादक श्री राम भरोस कापड़ि भ्रमर

आजुक दिनमे श्री राम भरोस कापड़ि भ्रमर कोनो परिचयक मोहताज नहि छथि। विक्रम सम्वत २००८ सालमे स्व. रामगुलाम कापड़ि आ स्व. दुखनी देवीक सन्तानक रूपमे धनुषा जिल्ला,बघचौरा गाममे जन्म लेने श्री भ्रमरक एखन धरि तीन दर्जन विभिन्न विधाक पुस्तक प्रकाशित छन्हि त जनकपुर एक्सप्रेस दैनिक(नेपाली),गामघर साप्ताहिक(मैथिली) आ आँजुर त्रैमासिक(मैथिली)क प्रधान सम्पादक,प्रकाशकक हैसियतसँ संलग्न छथि। नेपालीय मैथिलीमे सशक्त हस्ताक्षरक रूपमे स्थापित श्री भ्रमर सम्पूर्ण मैथिली संसारमे अपन उपस्थितिक मजबूतीक संग राखि

चुकल छथि। एखन हिनक रचना रूप मैथिली संसार देखलक अछि एकटा सफल गीतकारक रूपमे। हिनक अनेकन गितिया एलबम हालमे बहार भेल अछि जे काफी चर्चित भ' रहल अछि। ई अनेको विधामे लिखैत छथि मुदा मूलरूपसँ ई कवि छथि आ एखन धरि हिनक तीन गोट कविता संग्रह प्रकाशित छन्हि आ चारि गोट कवितासंग्रहक सम्पादन कएने छथि।

वरिष्ठ साहित्यकार एवं पत्रकार रामभरोस कापड़ि "भ्रमर"सँ पत्रकार दिनेशचन्द्र गोयाल क बीच भेल बातचितक सारसंक्षेप एत' प्रस्तुत अछि।

1. मैथिली पत्रकारिता कहिया सँ प्रारम्भ कयल?

-हम २०३० सालमे अर्चना पत्रिकाक प्रकाशन कयल, जे अखिल नेपाल मैथिली साहित्य परिषदक प्रकाशन रहैक आ हम सम्पादक रही। बादमे हमर प्रकाशन कर पड़ल जे एक दशकसँ उपर धरि जारी रहल।

2. मैथिली पत्रकारिताक चुनौती आ सम्भावना कहुन बुझना जाइछ?

-मैथिलीमे पाठकक अभाव छैक। पत्रिका बिकाइत नहि छैक। जे कष्ट उठाय लगानी आ प्रयाससँ निकालैत अछि त ओकरा स्थानीय सहयोग भेटैत नहि छैक। ओँ कि पत्रिका क बाजार नहि छैक, व्यवसायिकरूपेँ लाभ आब नहि भेटैत अछि। परिणामतः मैथिली पत्रिकारिता अवरुद्ध भ' क' रहि गेल छैक। बहुतो मिथिलाआवाज सन पत्रिका कतेको टाकाक चूना लगा गेल प्रकाशकक, मिथिलाक गढ़मे

ससरि नहि सकल। जेहो धरि सम्मानक गप अछि कोनो तेहन उल्लासमय नहि। यएह कारण बहुत बेसी नहुँ आ अपनाम अपन मुँह देखि देखि प्रसन्न होइत नहुँ।

3. मैथिली पत्रकारितामे एखनुक बेस चुनौती होइत। हुनि साहित्यिक पत्रकारिता तेहन कोना आकर्षित होइ?

-कहलहुँ नहि, अपनाम अपन अनुदान देखि देखि खुश होएबा लेल।

4. आँगन केँक वर्ष सँ प्रकाशित होइत अछि?

-वि.स.२०४७ सऽ शुरू ए दश वर्ष धरि चलल। हुनि बन्न ए गेल स पुनः २०७१सँ प्रारम्भ भेल अछि आ निरन्तर जारी अछि।

6. पञ्चायतकालमे पत्रपत्रिका प्रकाशन करब त बड दुरूह छलै, अपने कोना तेँ आगाँ बढलियै?

-ओहि समयमे पत्रिका दर्ता करा क प्रकाशित करब दुरूह जरूर नहि। तखन अर्चनाक प्रकाशन संकलनक नियम भेल नहुँ। आ स विशुद्ध साहित्यिक मात्र। आन पत्रिकासब आयल नहि,सब मात्र साहित्यिक संकलनक नियमे। नाजारन्त्र आ नाजाक विनुद्धमे कोनो शब्द नहि आबि सकैक तकर ख्याल करब पड़ैक। जहाँधरि समाचारपत्रक बात छै त गामघर साप्ताहिकक प्रकाशनमे हमरा बड बड पापड़ बेल पड़ल नहुँ। एकदशकक अथक प्रयासक बाद तत्कालीन सीडियो दामोदर नभीक सहयोगसँ २०३८ सालमे एकर प्रकाशन संभव ए

सकल। ई आइ धरि निरन्तर जारी अछि आ मैथिलीक माइल स्थान पत्रिका मिथिलामिहिरक बाद सबसँ बेसी समय धरि नियमित चलबला पत्रिका बनि सकल अछि।

7. सरकारी प्रताडना, वा शासक बाधा अनुभव।

-प्रताडनाक त प्रश्न बाधा अनुभव नहि, मुदा शास त निरन्तर बनल रहैत छल।

8. महाकवि विद्यापति नेपाल प्रवास सम्बन्धमे अपनेक धारणा की थिक?

-बाधा नव नहि। राजा शिवसिंहक संकटकालमे महाकवि विद्यापति रानी लखिमाक सुरक्षार्थ नेपालक राजापुरादित्यक दरबारमे ल अनलखिह्न ई बारह वर्ष धरि रहलाह। एहि अवधिमे श्रीमद्भागवतक लिप्यांतर,लिखनावलीक रचना आ कतेको सुप्रसिद्ध गीतसभक प्रणयन कएलनि ई आइ इतिहासमे हुनक प्रमाणिक रचना मानल जाइत अछि। साँच कही त सम्पूर्ण मैथिली साहित्यक नेपालक ई पैघ योगदान छैक।

9. नेपालमे मैथिली पत्रकारिता आ साहित्यिक अवस्था केहन बुझना जाइछ?

-पत्रकारिताक त कहिओ दलहु,तखन साहित्यक बात करी त ई पूर्णरूपेण जगजियार भ रहल अछि। लोकमे बाधा तरहं साहित्य लेखन मात्र नहि रचना प्रकाशनक जोश उत्पन्न भ रहलैक

अछि, ओहिसँ आनक प्रयास सौजन्यानी खसएबाक परम्पराक अन्त ठप्प देखि पड़ि रहल छैक।

10 अपने नेपाल प्रज्ञा प्रतिष्ठानक प्राज्ञ परिषद्मे छलौंह, प्रतिष्ठानमे मैथिलीक दिशा दशा केहन अछि?

-हम अपन अवधि रहैत जे किछु र सकल कएल, यद्यपि प्रज्ञामे मैथिलीक कोनो अलगसं बजट नहि छैक। एहना स्थितिमे लगभग आधा दर्जन मैथिली पुस्तकक प्रकाशन आ तहिना एक दर्जन जगह मैथिलीक विभिन्न विधापर संगोष्ठीक आयोजन कएलहुँ। हमरा छोड़ला आठवर्षसं उपर भ' गेल, एखनधरि कोनो कार्यक्रमक सूचना नहि अछि। हमरा प्रज्ञामे रहैत किछु गोटेक वास भ' गेल रहैनि। तखन एहना अवस्थामे हुनका सबहक आश्चर्यजनक चुप्पी रहस्यमय अछि।

11. राष्ट्रिय स्तर पर प्रज्ञा प्रतिष्ठान द्वारा प्रकाशित आँगन मैथिली पत्रिकाक अवस्था की अछि?

-जखन हम प्रज्ञासभामे गेल रही तहिएसँ एकर प्रकाशन करबौने रही आ हमर कार्यकालमे एकटा ऐतिहासिक महत्वक विशेषाँकक प्रकाशन भेल रहैक। एम्हर प्रकाशित ठप्प रहल अछि।

12 मैथिली पाठ्य पुस्तकक अध्ययन विद्यालयमुखी किएकनै भ' रहल अछि?

-ई त पाठ्यक्रम विकास कर्ताक पूछबाक बात छी। मुदा हँ पुस्तकनीय छैक त बजार त पठबाक बात छी। स कोना विद्यालय धरि स्वीकार नहि क पाबि रहल अछि आर विद्यार्थी धरि तखनका पुस्तकम नहि छैक। मैथिली भाषाक प्रचार प्रसार एहिसं रुकल अछि, मुदा ककरा लेल धनसन।

13. अपनेक जीवनक कोनो अविस्मरणीय पल।

-हँ, २०१२ सालमे जखन पहिल मायादेवी प्रज्ञा पुरस्कार हमरा भेटल छल। एहि पुरस्कार नहि त एकर उनतीस वर्षपूर्वक लागि पचास हजार टाकाक रहै। ओ एहि पुरस्कार त मैथिलीमे आइयो काल्हि जना गुट बना पुरस्कार बँटबाक परम्परा विकसित भ रहल अछि, स एहिसं भिन्न सर्वथा अप्रत्याशित ओ घोषणा। तखना रोमांचित क देलक।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## 𑓒.𑓑.𑒁𑒬𑒼𑒏-𑒢𑒰𑒧𑒠𑒹𑒫𑒰𑒮 𑒏𑒰𑒩𑓂𑒏𑒲 '𑒁𑒧𑒢'𑒏 𑒅𑒣𑒢𑓂𑒨𑒰𑒮 '𑒒𑒢𑒧𑒳𑒿𑒯𑒰'



𑒁𑒬𑒼𑒏-𑒮𑓀𑒣𑒩𑓂𑒏-8986269001

# नारायण कार्की 'अमन'क उपन्यास 'घनमुँहा'

घनमुँहा उपन्यास २०१२ ई.मे प्रकाशित भेल अछि। २१म शताब्दीमे मैथिली उपन्यासक प्रकाशनमे गति आएल अछि। वर्ष २०१२मे (गौरीनाथक 'दाग', प्रदीप बिहारीक 'शेष', रुगुकर झाक 'पराती', नीरजा रेणु कर 'ईजात', मधुकांत झा कर 'ममता जागी', मनमोहन झाक 'कृष्ण सर्प'क संग अमनक 'घनमुँहा' उपन्यास आएल। एहिसँ पहिने हिनक कोनो उपन्यास नहि आएल रहए। नारायण कार्की 'अमन' नेपालमे मैथिलीक जानल-मानल साहित्यकार छथि। हिनक कविता,गीत,गजल कर संग्रह प्रकासित अछि। दू टा कथा संग्रह 'तारा संग जएबो त कुजवा' आ 'हुगली उपर बहैत गंगा' सेहो प्रकाशित छनि। नाटक आ शोध छनि। आलेख समीक्षा संग्रह छनि। पत्रिकाक संपादन लगातार कऽ रहल छथि। पोथी समीक्षा संपादन कर छथि।

घनमुँहा उपन्यास नेपालक मधेश आन्दोलनक पृष्ठभूमिमे पहाड़ी युवती आ मधेशी युवकक प्रेमकथापर आधारित अछि। कथा हो वा कविता प्रेम अमनक स्थायी भाव रहल अछि। एहि उपन्यासक संबंधमे प्रसिद्ध साहित्यकार राजेन्द्र विमल भूमिकामे लिखने छथि जे "आख्यानकार अमन अपना समयक प्रामाणिक खिस्सा आबए वला पीढ़ी दर पीढ़ी धरि सुनएबामे उत्सुक छथि। तेँ प्रस्तुत उपन्यास मूक इतिहासक मुखर सहोदर भए गेल अछि। राजनैतिक घटनाक्रमक धरातलपर कल्पनाक भद्रा, मृत्तिका, सद्दी सन आदिसँ समकालीन मधेशक जीवन्त मूर्ति तैयार कऽ समाजिक संबंध-बंधक रागमयताक रंग ढउरल गेल

अछि जे दुखदायी अछि। उपन्यास ऐतिहासिक महत्वक दस्तावेज एहु कारणेँ अछि जे ई पहिल नेपालीय मैथिली उपन्यास थिक जे समकालीन राजनैतिक घटनाक्रमपर आधारित अछि।"

मधेश उत्तम नरनिहार काका पहाड़ी परिवार ओहिठामक जीवन ओ संस्कृतिमे रचि-बसि गेल अछि। काका व्यक्ति ओ परिवारक बीच मित्रता ओ स्नेह कायम भऽ गेल छैक। मधेश आन्दोलन तीव्र भेलापर ओहिमे काका अराजक ओ हिंसक तत्त्व सक्रिय भऽ जाइत अछि। अपहरण, लूट आदिक धंधा करऽ लगैत अछि। एहि उपन्यासमे मधेश आन्दोलनक विस्तृत वर्णन अछि।

उपन्यासमे रमेश उपाध्याय एक शिक्षक छथि। ओ पहाड़ी मूल के छथि। एखन काका परिवार मधेशमे अछि। मधेश आन्दोलनकेँ ओकर सबहक समर्थन छै। आन्दोलनी ओ सरकारक बीच बहुत बेर समझौता होइत छैक। माँग सभ मुद्दा पूरा नहि भऽ पबैत अछि। किछु लोक आन्दोलनकेँ हिंसक बनबऽ चाहैत अछि। लोक सरकारी दमन ओ शोषणसँ त्रस्त भऽ गेल अछि। क्रमशः पहाड़ी आ मधेशीक बीच वैमनस्य पनपि जाइत अछि। हिंसक तत्त्व सभ आ लूट करबामे लागि जाइत अछि। एही क्रममे रमेश उपाध्याय केर बेटी किरणक अपहरण भऽ जाइत छैक।

किरण जे एक पहाड़ी मूलक अछि ओकरा मधेशी कामेश्वर सिंहक बेटा राजीवसँ प्रेम छैक। दुनू विवाह करऽ चाहैत अछि। दुनूक परिवारकेँ सेहो कोनो आपत्ति नै छैक। उपाध्याय के दस लाख फिरौती देबाक पड़ैत छनि। एहि लेल अपन मकान बेचि दैत छथि।

नाजीनकेँ ई सूझैत होइत छैक जे एहि अपहरणमे उपयोगक सम्भावना ताकल जाय छैक। ओ अपन माउसँ मीलि कामश्चन सिंहक विलकर्कँ जगबैत अछि। अन्ततः किनष मुक्त होइत अछि। नाजीन संग ताकल विचारक निर्णय इन्नु यनिलाल करैत अछि। उपाधाय जे यहाँ दिस घुनि जवाक निर्णय कल नहथि स पुनः ताडीपाम नहि जाइत छथि। एहिम हुनक मित्र जगमोहन सहयोग करैत छथिन। मकान सेहो विक्री नहि होइत छनि।

एहि उपन्यासमे यहाँकी आ मधेशी लोक सबहक बीच एकटाम नहबाक कारणे आपसी मित्रता ओ रागद्वेषक यथार्थ सेहो उजागर कए आएल अछि। संगहि उत्तक स्नायुरा आ विकास क समानान्तर विस्मित उत्तक मनुक्ख आ ताकल मनुक्खता सेहो उजागर केल। उपन्यास कहैत अछि जे वस्तुतः मनुक्ख सर्वोपरि थिक।

संघर्ष, आन्दोलन, अपहरण, लूट, प्रेम आदि घटनाक आधार लए कए बुनल ई उपन्यास रहस्य ओ रोमांचसँ भरल अछि। संपूर्ण उपन्यासमे पाठकता बनल रहैत अछि। 'घनमुँहा' नाम कल संबंधमे उपन्यासकारक कहब छनि जे "घनमुँहा" नाम मैथिलीमे एहिसँ पूर्व कतौ आएल होइक से संदेह, मुदा हमर एहि उपन्यासक केंद्रीय पात्रक मनःदशा, अपन जन्मधरतीसँ लगाव आ प्रेम आ विस्थापनक बावजूद अवसर भेटैत जन्मधरतीपर घूमबाक अदम्य उत्साह, स्फूर्ति 'घनमुँहा' शब्दकेँ सार्थकता प्रदान करैत अछि। गाँउ एकटा पाठी नूपुर ली स आग्रह"। वस्तुतः ई उपन्यास कहैत अछि जे जाति,वर्ण, परिवार बहुत मान नहि रखैत अछि। मान रखैत अछि

मानवीय मूल्य,व्यवहार, प्रेम, सदाशयता, मित्रता, मानवीय संबंध, इत्यादि। एही इत्यादि आ लगाति संग जाs लोक नहि अछि सबहक "घर" थिक। मुदा एहि घर लेल मनुक्ख आ मनुक्खता अपेक्षित अछि। एही भाव आबि कs 'घरमुँहा' मनुक्ख अपनाकेँ सार्थक बना लैत अछि।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.८.लालदेव कामत- डा० राम भरोस कापड़ि "भ्रमर" : एक व्यक्तित्व



लालदेव कामत, संपर्क-०७६३१३९०७६१

## डा० नाम देवास कायठी "अमन" : एक व्यक्तित्व

सुनामधन्य ७१ वर्षीय बघचौरा ग्राम निवासी श्री नामदेवास कायठी एक व्यक्तिटा नहिँ अपन आपमे एक संस्था सन लोक छथि। ओ बहुआयामी प्रतिभाक धनी साहित्यकार छथि। हिनक जन्म २००८ संवत्,साओन मास तदनुसार ५ मई १९५१ कँ नेपाल देशक धनुषा जिला कन गाउँ पालिका वार्ड -४ बघचौरा नामक ग्राममे भेल छन्हि। वर्तमान मेँ ओ रहैत छथि उप नगरपालिका वार्ड १ मिथिला जनकपुरधाममे,आय डा पाँच दशक सँ अहर्निश मैथिली साहित्य लेल

सेवा करैत अएलाह अछि। हिनक दादा स्व0 लाल बहादुर मण्डलजी क' पुत्री दाया रहथि आ पुत्र राम गुलाम व पुत्रवधू दुखनी देवी कैं दू पुत्र क्रमश: सुकुमार आ रामविलास एवं एक पुत्री सोनावती भेलनि। रामविलास कार्की जीक किशोर अवस्था म धनुषा जिलाक एकवारपट्टी गामक दलीया देवी कैं संग विवाह भेलनि, जाहि सँ तीन पुत्र क्रमशः राम नारायण कार्की- जनकपुर एक्सप्रेस क'सम्पादक आ राजनीति सँ सम्बद्ध, प्रदीप कार्की - नेपाल स्वास्थ्य संस्थान मे कार्यरत आ संदीप कार्की - उच्च कोटिक कम्प्युटर ग्राफिक एक्सपर्ट, एवं दू विवाहित बेटी प्रमिला छथि। कार्की जीक साहित्यिक नाम 'अमर' शब्द चर्चित छथि। बालपनमे हिनक पिता - दीआ गामक एक गिरहस्थ कन्हाई साहुक दलान पर मधुकरही निवासी गणेश लाल कर्ण जीक चटिसारमे शुरू भेलनि। हिनका ग0विगहा जमीन जग्गा आ जनकपुर टोलक उत्तरवारि कात पक्का मकान रहनि, ताहि रहिकय सरस्वती हाई स्कूल सँ मैट्रिक पास कयलाह। ओ त्रिभुवन विश्वविद्यालय का0मांडू क अन्तर्गत रामस्वरूप रामसागर बहुमुखी क्याम्पस सँ मैथिली विषय(पहिल बैच) मे एम ए,पी एच डि0 (मानद) धरि कयने छथि। नेपालक मधेशक सरकार अपना प्रदेशम मधेश प्रज्ञा प्रतिष्ठान'क ग0न कय लक्ष्मि ओ योजनाक मंत्री परिषद सँ मंजूरी दैत हिनका संचालन समितिक अध्यक्ष बनौलक हन्। साहित्य उपम हिनक ग0म् कृति मिथिला'क लोकजीवन; लोक संदर्भक किछु मास पूर्व जनकपुर धाममे विमोचन भेल छल। एहि सँ पूर्वहि ओ नेपाल सरकारक नियुक्तिमे साझा प्रकाशन अध्यक्ष आ नेपाल प्रज्ञा प्रतिष्ठानक परिषद् सदस्य र' चुकल छथि।

भाषा समृद्धि लेल अमनजी ओहुना मुख्यमंत्री लालबाबू राउत जीक ध्यान दैत एक समय बुझौने रहथिन - स्थानीय किछु संघ, संस्था क ओल माँगपत्र सहानुभूति पूर्वक विचार कयल जाय। आब मधेश सरकार अपन प्रदेशक मातृभाषा उत्थानक लेल एकर संस्कृति, कला, नाट्य, संगीत, पत्रकारिता अधिक उत्थान हेतु काज आरंभ करत। एहि दिशा क' विकासम लागल, हेरायल, नुकाएल प्रतिभा सबक खोजिकय तकर संरक्षण, सम्वर्धनक संगहि, सम्मान आ पुरस्कारक व्यवस्था कोनो प्रतिष्ठान करब करत, पुस्तकाकार प्रकाशन सेहो । पूर्वमे रामभरोस जीकेँ नेपाल विद्या मैथिली भाषा साहित्य पारम्परिक सेहो भेटल छन्हि। हिनका नाम आरो अनेक पुरस्कार भेटल छन्हि।

नेपाली आदि कवि वसकष्ठा भानुक प्रथम कविता सँ प्रभावित भावि ओ वन्न काठनी ओनाइत धूआँ रचलनि। नेपाल'क पहिल 'क' श्रेणिक मैथिली भाषा मेँ "आंजन - पत्रिका" कान विगत ३२ साल सँ सम्पादन करैत आबि रहलाह अछि। जबकष्ठा गिनहकष्ठा गनदनिकष्ठा'क इतिहास कोना लिखू हम, श्रद्धांजलि नुपँ - आजक संदर्भ भानुकेँ प्रति हिनक श्रद्धांजलि कविता पढैत पाठक निमग्न ह' जाइत छैक। हिनक दीर्घ कविता 'नहिँ आब नहिँ' पाठ करय पाथ पाठकक बुझाइ छन्हि। कथा विधाम हिनक - गाना संग जबौ न कुजवा केँ मैथिली अकादमी- पटना सँ १९८४ मेँ पुरस्कृत कयल गेल रहनि। गजल संग्रह- मोमक पघलैत अधर-१९८३, गीत गजल संग्रह अपन अनचिह्नार- कविता संग्रह १९९०, नानी बहुरनी, नाटक - एकटा और वसंत, महिषासुर मुर्दाबाद, अन्ततः कथा

संग्रह, मैथिली संस्कृति बीच, रमाउँदा- सांस्कृतिक निबंध संग्रह नेपाली मेँ आ हिनक " नहिं आब नहिं" केर मैथिली अनुवाद भेल अछि, मनू ब्राजाकी द्वारा कयल गेलनि अछि। कविता - विसरल - विसरलसन, जनकपुर लोक चित्र ( मिथिला पेंटिंग),लोक नाट्य : जट जटिन (अनुसंधान) छन्हि। हिनक सम्पादन कयल - मैथिली पद्य संग्रह,लावाक धान कविता संग्रह-माथुरजीक " त्रिशुली" खंडकाव्य, मैथिली पत्रकारिता, मैथिली लोकनृत्य: राग रंगिमा एवं स्वनुय - आलेख संग्रह वहुचर्चित भेल रहनि। हिनक प्रमुख पोथी :- पूख्र गुमिक एसगर पाड्ग, हुगली उपर बहैत गंगा, डॉ ० प्रफुल्ल कुमार सिंह 'मौन' आ नवारम्भ प्रकाशन सँ बहुराएल ' एहीनायनस पोथी , सूली पर ऽ्ऽ्लीजात प्रकाशित छन्हि। मैथिल लोक-संस्कृति विविध आयाम- र.प्र.प्र. आ मिथिलाक सपूत : राजा सलहेस - दीनाभद्री,अहाँ जे कहलहुँ,अन्हरियाक चान,लोक नायक सलहेस (द्वितीय खण्ड),समयका अन्तराल पहुँचाउँदे, सीमा के आर-पार,चीन- जे हम देखल( यात्रा संस्मरण) केर जाना नँय छैक।

हम सब मैथिली भाषी लोक नाम भ्रास कायठी ग्रमर जीक गीत रचना रितियां एलबंम निम्नलिखित सूनि कीर्ण कृत्य ह्वऽ्ऽ्त छी। यथा -:

१. अहाँ आबि की छनकय हमर कंगना

२. आउ,आउ,आउ दिल खोलिकऽ आउ

३. प्रिय प्राणनाथ सादर प्रणाम यौ

४. मवल आऽ्ी हानी हा

५. मनक रीगन दर्द रनल अछि

६. वहमूआ हा, कनि देहा नेहन कँ निदाऽ्ी

७. नूनमून नूनमून वाज येजनिया हा

८. याविन हमऽ्ी जानिया

९. नाखी कँ वद्वनम रैया ...

नाम रनास कायठी यिछनल समाज मँ शिर्ष साहित्य सनी छथि। कानू नौकठी स्कूल- कालजम नहिं कलनि। हिनक नवना संसान वातनक दुनू यान खव धूम मवन छैक आ व्यायक समृद्धिक आवनध ग्रहण कयन छैक। कानू यूस्तकालयम जकOाम अध्यापक यढवाक हिनका मादे मातृरापा अनूनाग जानि सकवाक खगोट गँ अछिया। सनासय याथीक सँग्याँ यूनना स हार्दिक शुरकामना

**अयन मंगय** editorial.staff.videha@gmail.com **यन यOाउ।**

२.९.अजय अनूनागी- मैथिली रापाक साहित्यकान 'अमन' हनक विश्राम यूस्तक प्रकाशन



## अजय अनुरागी

## मैथिली भाषाक साहित्यकार रमन हुनक विधाम पुस्तक प्रकाशन

राम भिलास कापडि रमन मैथिली भाषा साहित्यक प्रसिद्ध साहित्यकार छथि। धनुषाक बाघचौरा गाम, जनकपुरधाम उपमहानगरपालिका वडा नम्बर १ आ हंसपुर नगरपालिका वडा नम्बर २ क ७० वर्षीय रमन अखनो साहित्यिक रचना आ पुस्तक प्रकाशनम सक्रिय छथि। ओ कहैत छथि, मैथिली भाषा साहित्यक उत्तम हम एकमात्र एहन व्यक्ति छी जे पूर्णकालिक छी।

मैथिली भाषा साहित्यक उत्तम बहुत लोक कलम चलबैत छथि मुदा हुनकर मुख्य पेशा अलग अछि। लेकिन हुनकर कहना छै जे हुनक प्राथमिक व्यवसाय मैथिली भाषा साहित्यक उत्तम लेखन छैक।

## डा. धीरेन्द्रक कारणेँ साहित्यकार बनि गेलाह

जहियासँ जनकपुरक सनसाइनी हाइस्कूलमे पढ़ैत छलाह तहियासँ भारतमे प्रकाशित बाल पत्रिका पढ़बामे रुचि छलनि। भारतक पटना, कलकत्ता, दिल्ली, मुंबइसँ प्रकाशित साहित्यिक पत्रिका हुनक घरक समीप जनकपुर नगरक स्टेशन पर पाथीक स्टाल पर अबैत छल । हिन्दी भाषामे बाल साहित्य पत्रिका जेना भारतक मुंबइसँ प्रकाशित पराग पत्रिका आ दरभंगासँ प्रकाशित बालक पत्रिका पढ़ैत छलाह। पढ़ैत मात्र नहि ,हुनक कविता रचना बालक पत्रिकामे छपैत छल।

ओहि समयमे अपन घर लग जनकपुर स्थित राम स्वरुप राम सागर बहुउद्देशीय कालेजमे अध्यापन करयवला प्रोफेसर धीरेश्वर झा धीरेन्द्र क संपर्कमे आबि गेलाह। ओही कालेजक राजनीति विज्ञानक प्राध्यापक रामायण प्रसाद साह हुनक घरमे किराया लऽ कऽ रहैत छलाह। डा. धीरेन्द्र ओतहि नियमित अबैत रहथि। ओही कारणे प्रोफेसर झासँ सम्पर्क रहलनि।

ओना जखन क्लास ७ मे पढ़ैत छलाह तखन हिन्दीमे एकटा कथा लिखलनि जकर नाम छल इम्तिहान बालक आ झा केँ देखौलनि। ओ कथा हिन्दीमे लिखल गेलाक कारणेँ नहि देखलनि। झा

कहलखिन जे कथा अपन मातृभाषा मैथिलीमे आनब तखन मात्र देखब। तखन मैथिली मे अनुवाद क देख देलखिन। आ प्रारम्भ साहेब एकरा पाँति दर पाँति सुधारि देलनि। आ छपबाकलेल लिखि कऽ आनि कहलखिन्ह।

एमहर संपादित कथा वापस पढ़न पत्र लिखि अनलनि। तकरा बाद श्री..मा मिथिला मिहिर नामक पटनासँ प्रकाशित साहित्यिक पत्रिकाक संपादक सुधांशु शेखर चौधरीकेँ पत्र लिखि कथा छपबाक आग्रह कयलनि। किछु दिनक बाद पत्रिकाक नवा अंकक चौपाति स्तम्भ एमहरक कथा छपल। तकरा बाद पटनाक कलकत्तासँ प्रकाशित आँखर नामक पत्रिका मे (१९६८ई.)नव हस्ताक्षरक रूप मे हिनक लिखल अनहरिया इजोरिया नामक कविता प्रकाशित भेल।

हिनका द्वारा लिखल गेल कविता आ कथा पटनाक विभिन्न साहित्यिक पत्रिका मे प्रकाशित होइत रहल। ओ डा. धीरेन्द्र नहि रहितथि त हम सम्भवतः साहित्यकार नहि ए पबितहुँ एमहरक उक्ति छन्हि।

## साहित्यक रूप विधाम पुस्तक

पत्रकारिता पेशाम सङ्ग शुरुआत कयलनि आ साहित्यिक उद्यम सङ्ग लिखैत रहलाह। आब साहित्यिक रूपक विधाम मैथिली भाषाम पोथी प्रकाशित क चुकल छथि। कथा, कविता, उपन्यास, आलोचना, नाटक, निबंध, यात्रा संस्मरण सहित

सभ विधामे पोथी लिखने छथि। आजुक दिनमे ७०सँ उपर पुस्तक प्रकाशित भ' गेल छन्हि।

हिनक बन्न कोठरी औनाइत धुआँ नामक काव्य संग्रह, नहि आब नहि नामक दीर्घ कविता, मोमक पघलैत अधर नामक गीत गजल संग्रह, अपन अनचिन्हार,युद्धभूमिक ओसगर यात्रा नामक कविता संग्रह, अन्हरियाक चान गजल संग्रहक प्रकाशन भेल अछि। मैथिली भाषामे लिखल दीर्घ कविता नहि आब नहि क नेपाली भाषामे हया, अब गया शीर्षकसँ नेपाली भाषाक प्रसिद्ध साहित्यकार मनु ब्राजाकी द्वारा अनुवाद कयल गेल अछि । बाद मे ओ दीर्घ कविता नेपाल प्रज्ञा प्रतिष्ठान द्वारा प्रकाशित प्रज्ञा पत्रिकामे प्रकाशित भेल छल।

तारा संग जयबौ त कहना, हुगली उपर बहैत गंगा, ओही भायनस नामक कथा संग्रह प्रकाशित अछि। हुनक दावा छनि जे नेपालमे मैथिली भाषामे हुनक लिखल तारा संग जयबौ त कहना पहिल आधुनिक कथा संग्रह थिक। हुनक ओहो दावा छन्हि जे ओ कथा संग्रह बिहार सरकारक सरकारी संस्था मैथिली अकादमी द्वारा प्रकाशित नेपालक पहिल आधुनिक मैथिली कथा संग्रह छैक।

हुनकर लिखल उपन्यास धनमुहाक भोजपुरीक वरिष्ठ साहित्यकार उमाशंकर द्विवेदी भोजपुरी भाषामे आ भारतक चर्चित साहित्यकार डा.प्रफुल्ल कुमार सिंह मौन हिन्दी भाषामे अनुवाद कयने छथि।। भ्रमण स्वयं करैत छथि जे मधेश आन्दोलनक समयमे वर्षोंसँ जनकपुरमे

रहनिहार पहाड़ी समुदायकेँ कोना मधेश छाड़य पड़ल छल ताहि पर लिखल ई उपन्यास हुनक पहिलुक कृति थिक।

कतोक नाटक लिखने छथि। मैथिली भाषामे नारी चक्रवती, एकटा आओर बसंत, महिषासुर मुर्दाबाद, रौया अङनौ अपन समाज, सूली पर इजोत नामक नाटकलगायत दर्जनो नाटक प्रकाशित छन्हि आ मंचित होइत रहैत छन्हि। धर्मेन्द्र झा विह्वल हुनक लिखल नाटकक अनुवाद नेपाली भाषामे एमनका सर्वश्रेष्ठ नाटकहरू नामसँ कएने छथि।

एकर अतिरिक्त विभिन्न विधान संग्रह, निबंध संग्रह, यात्रा संस्मरण संग्रह सेहो प्रकाशित कएने छथि। समय समय पर कतोक पत्री आ रचनाक संपादन करैत आबि रहल छथि। एमन करैत छथि जे हुनका द्वारा लिखल गेल कविता, नाटक आ कथा नेपाल आ भारतमे स्कूल आ विश्वविद्यालय स्तरीय पाठ्यक्रममे शामिल कए पढ़ाओल जा रहल अछि।

साहित्यमे योगदानक कारण नेपालक सरकारी संस्था तत्कालीन नेपाल राजकीय प्रज्ञा प्रतिष्ठान द्वारा प्रथम मायादेवी प्रज्ञा पुरस्कार(रू.१००००), विद्यापति सेवा संस्थान दरभंगा द्वारा मिथिला विभूति सम्मान, लेखन प्रकाशन पटना द्वारा लेखन सम्मान सँ सम्मानित कएल गेल छथि। तहिना मैथिली साहित्य परिषद जनकपुर द्वारा वैदेही प्रतिभा पुरस्कार, अंतर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलन मुंबई द्वारा मिथिला रत्न सम्मान, मधुबनीमा द्वारा देल गेल नेपाल मधुबनीमा

सम्मान, रचना समिति पटनाक यात्री रचना पुरस्कार स सम्मानित भेल छथि।

तहिना सामा प्रकाशनकेँ सामा लोक संस्कृति पुरस्कार, विद्यापति मैथिली भाषा साहित्य पुरस्कार, यात्री प्रतिष्ठान सिसौटिया सलाही केँ यात्री सम्मान सँ सम्मानित कयल गेल छथि।

श्रमन नेपालक पहिल मैथिली भाषाक साहित्यकार छथि जे नेपाल प्रज्ञा प्रतिष्ठानक परिषद सभा सदस्य बनबामे सफल भेलाह आ बादमे परिषद सदस्य बनलाह। तहिना सामा प्रकाशनक अध्यक्ष नूपम श्रमन पहिल मधेशी व्यक्ति भेलाह। ओ अपन छोट कार्यकालमे नेपाली भाषाक अलाव मैथिली सहित अन्य भाषामे प्रकाशन शुरु कयलनि। मैथिली बाल कथा संग्रह बगियाक गाछ हुनक कार्यकालमे पहिल बेर सामा प्रकाशन द्वारा प्रकाशित भेल। आ ओ सामा प्रकाशनसँ पुरस्कृत सेहो भेल छल।

एतबे नहि, काठमांडू आ जनकपुरमे ३ टा अन्तर्राष्ट्रीय मैथिली सम्मेलनक सफलतापूर्वक आयोजन कयलनि अछि।

हुनकऽ कहब छन्हि जे मैथिली भाषामे लिखी क समाजके बदलबा या परिवर्तन करबा बहुत कठिन काम छै। हुनक कहब छनि जे प्रकाशनक अभावमे मैथिली भाषाक साहित्य नहि फलल फूलल अछि, त प्रकाशक लोकनिक अभावसँ पाठक धरि नहि पहुँचि पबैत अछि।

एमहन कहैत छथि, "एहन स्थिति अछि जे स्वयं लिखनिहार लोक स्वयं पढ़ैत छथि वा अपन गोलक लोक पढ़ैत छथि, ओकरा कीनि क पढ़बाक कोनो आदति नहि अछि। " सूक्ष्म बाँटबाक प्रवृत्ति अछि। मैथिली भाषाक जनसंख्या विशाल अछि, मुदा मैथिली भाषाक स्वीकार्यताक कारणेँ पाठक नहि अछि, एमहन कहैत छथि, "मैथिली भाषाक मानकक सहज बनाओल जाय आ जेँ मैथिली भाषामे लिखल रचनाक अनुवाद नेपाली, अंग्रेजी आ हिन्दीमे कयल जाय" त आनभाषी मे सेहो, ओकरा बाजार भेटत।"

ओ टिप्पणी कयलनि जे रचना मात्र पाठीक संख्या बढ़बाक लेल लिखल जा रहल हो त ताहिमे गुणवत्ता अभाव रहत। लिखबा लेल पहिने पढ़य पड़त। मुदा ओ कहैत छथि जे एतय पढ़बाक संस्कृति नहि अछि ताहि लेल समस्या अछि। साहित्य समाजक असली दर्पण थिक आ ओ दुख व्यक्त कयने छथि जे एही समाजक यथार्थक दर्शन करबाक लेल कम लिखल जा रहल अछि।

ओ मैथिली भाषा सहित विभिन्न मातृभाषाक विकास लेल राज्य सरकारक आगाँ आबक चाही।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**



**अश्विनी कुमार आलोक, संपर्क- 8789335785**

## नाटकस्मारक कार्यत भ्रमण: भारत-नेपालक सांस्कृतिक सेतु

करीब ३८ दशक पहिने हम नेपाल गेल छलौं। कोनो साहित्यिक कार्यक्रम मे देश सँ बहरा राग लेबाक ई हमर पहिल अनुभव छल। ओकरा पहिने एक बेर आरो नेपाल गेल छलौं अपन दादीक आँखिक ऑपरेशन करबाक लेल। लहान जेबाक क्रम मे ई बुझना गेल, जे दोसर देश मे जेबाक लेल कम सँ कम दु दिन चाही। मुदा ई नहिं लागल, जे लहान नेपाल मे अछि आ कि हम राजाक बिहार सँ गेल छलहुँ। ओहन घर - दुआर, ओहन नहर - सहर आ ओहन बाट - बिचार। जहिना देश अपनेंक, तहिना हमर। हम एक - दोसर सँ कोनो सामाजिक सीमा सँ सेहो निरपेक्ष नहिं छी, कियेक

त हमरा - अहाँक मध्य कुनु विवाद एहन स्तर पर नहिं आएल। हमर संबंध बेटी - रोटीक संबंध छल, घर - परिवारक संबंध छल।

नेपालक जनकपुर म ओ कार्यक्रम भारत - नेपालक दूतावास कं आपसी संबंध सँ आयोजित कैल गेल छल। हम आदरणीय प्रफुल्ल कुमार सिंह 'मौन'क संग गेल छली। तहि म दरभंगाक संस्कृत शोध संस्थानक तत्कालीन निदेशक देवनारायण यादवक आतिथ्य स्वीकार कैल, सूर्योदय होवाक पहिने बस सँ जयनगर गेलौं आ ओकर बाद नेपालक बस सँ जनकपुर। जनकपुरक एक गोट विशिष्ट सभागार म ओ कार्यक्रम दू दिनी आयोजित कल गेल छल, जकर मुख्य कर्ता - धर्ता रामभरोस कापड़ि 'भ्रमर' रहथि। उद्घाटनक बाद पाँच टा कवि कं काव्यपाठ सुनबाक मुख्य अतिथि मादे इच्छा व्यक्त कल गेल छल। ओ पाँच गोट कवि म एकटा कवि हमहूँ छली। तहि दिन सँ रामभरोस कापड़ि 'भ्रमर' सँ जुड़ल छी। हमरा मान पड़ैत अछि, जे भारत म कुनु महत्वपूर्ण मैथिली कार्यक्रम संपन्न नहिं भेल हुए, जाहि म रामभरोसजीक भूमिका नहिं हुए। विशेषक' दरभंगाक कार्यक्रम। ओ दरभंगा आ जयनगरक साहित्यिक धुरिएटा नहिं छथि, भारत आ नेपालक सांस्कृतिक संबंधक एकटा दायित्वसजग व्यक्तित्व छथि। जनकपुरक ओ कार्यक्रम सँ पहिने हुनक नाम बिहार सँ प्रकाशित होए वला अनेक पत्र - पत्रिका म पढ़ल छलहूँ। ओ मात्र कार्यक्रमक सूत्रधार नहिं छथि,सिद्धांत और व्यवहार सँ सेहो भारत आ नेपालक सांस्कृतिक समन्वयक हितचिंतक छथि। हमर आवास वैशाली जिलाक महनार म अछि आ हमर

आवास सँ कताक दुन नहोग छलाह मैथिली आ नयालीक प्रसिद्ध लाकसाहित्य विशेषज्ञ प्रफुल्ल कुमान सिंह 'मौन'। मौन जी सँ हुनक वड़ आत्मीयता छलनि,मौन जी ७ ग आवैत नहथि। मुदा मौन जी ७ग' प्रमन जी सँ हमना भेंट नहिं हेल। नयालक उहि कार्यक्रमक वाद हमन भेंट ७क वन यानाा समितिक कार्यक्रम म हेल छल, गकन वाद हुनक वटीक घन यटनाक वानिंग कैनाल गात मा। हुनक जमाय श्रीजीनिन छथि,उा यटना म वसि गेल छथि। मुदा ७हन नहिं, ज जमाय नयालक छथि। हुनक घन उाहून कता मधेपुना,मधुवनी दिस छैन। अर्थात् उा मूल नूप सँ विहानक निवासी छथि। नामहेवास कायतिक घन धनुषा । हम मौनजीक संग उहि कार्यक्रमक दौनान गेल छली। उा विशुद्ध साहित्यजीवी छथि,हानुक मनुष्य आ सजग यत्रकान। हुनक विशेषता ई अछि, ज उा संवंध वनवा आ संवंध क निर्वाण हवा म विश्वास नखैत छथि। हुनक साहित्य मैथिली आ नयाली म अयन विशिष्ट स्थान नखैत अछि। उा लाकसाहित्य क मर्मज्ञ विद्वान अछि। लाकवार्ता क संग्रह आ विश्लेषणक क्षत्र म उा मान्य विद्वान छथि। हुनक विद्वता मात्र याथीक यढ़ला सँ नहीं संयन्न हेल अछि,उा क्षत्र भ्रमण आ संगति - सहयाग सँ अयन स्थानक निर्माण क यृष्ठ कन छथि। हुनक साहित्य नयाली आ मैथिलीक समृद्धिक काज कनैत अछि। उा निःशंक नूय सँ हानत आ नयालक संवंधक समर्थन कनैत अछि। जहिना हानत आ नयालक आयसी संवंध कुनु नाजनीतिक सीमानखाक जयन अछि,तहिना भ्रमनजीक साहित्य हानत - नयालक सांस्कृतिक यनंयनाक प्रदर्शिका कनैत वुझि यड़ैत अछि। हुनक साहित्य लखनक आनंद नयाल सँ हेल,किएत उा नयालक धनुषा जिला अवस्थित वघचौड़ा गाम म जन्म ललनि। यढ़ाई

साहित्यकेर महत्वपूर्ण विधामध्ये संपादन सेहो एक अछि। एहीमे साहित्यकारक संलग्नताक अनिवार्य मानल जाइत छैक। ओ सर्जक, श्रष्टा अछि विधाम नियुक्त अछि, हुनकर साहित्यिक रचना गठित, पुस्तक, पठनीय आ उत्कृष्ट सेहो मानल जाइत छैक। एही विधाम सेहो मधेश प्रज्ञा प्रतिष्ठानक अध्यक्ष कायति ओगव निपुण आ पारंगत छथिन। हुनक संपादनमे प्रकाशित कृति, ग्रन्थ आ पोथीसब उत्कृष्ट रहैछ। मैथिली पदसंग्रह,लावाक धान, त्रिशूली, नेपालक मैथिली पत्रकारिता, मैथिली लोकनृत्य:रागरंगिमा एवं स्वरूप, हम ओ तुम, मैथिली नाटक संग्रह, महाकवि विद्यापति आ नेपाल (निबन्ध संग्रह) , लोकनायक सलहेस (निबन्ध संग्रह), लोक गाथा नायक दीना भद्री (निबन्ध संग्रह) आदि हुनक संपादनमे प्रकाशित अछि। एहीमे अधिकांशक प्रकाशन नेपालक प्रज्ञा प्रतिष्ठान कएने अछि।

नामरूपमे कायती मैथिली भाषा, साहित्य आ संस्कृतिक जगतमे कएनिहार महत्वपूर्ण व्यक्तित्वसभ सँ एकटा थिकाह , ओ अपन मातृयानिक आवाजक साहित्य सिर्जनाक माध्यमसँ सदखनि उजागर बनबैत रहलाए। प्रतिभाक धनि ओ साहित्यक विविध विधाक समालोचना आ विवेचन अग्रणी देत रहलाए। तहिना मैथिली साहित्य आ आख्यान उत्तम अर्धशतक सँ बेसी पुस्तक प्रकाशन कए चुकल अछि। ओ कविता, नाटक, कथासहितक विषयमे विवेचन रचनात्मक कार्य करैत मैथिली भाषासाहित्यमे सदा देव रहला अछि।

## स्वराजन्य गुप्त

साहित्यकार एवं प्रायः कायति अपनानिकृष्ट भेल काला ही आक्रमणक ओ एता मिजाससँ टैकल करैमे निपुण छथि। गुटबन्दीमे हुनक विश्वास कखनोह नहि देखल गेल छन्हि, मुदा ओ सदखनि एकर सिकार रहलाए। बहुत रास बेर हि समकालीनसंग सेहो ओ अपन अहि तरह सिकारक जिक्र कए चुकल छथि। बहुत लोक अपन मानक बात सभ लोकक बाहरमे बाजबाक साहस नहि करैत छथि, किएक त सभ बाजबाकलेल व्याघ्र छाति चाहि। अहि तरह छाति मैथिलीजनमे बहुत कम भेटैछ, ओ छाती कमारश साहित्यकार रामभरोसमे देखल गेल अछि। कनियाक कनिया आ उज्ञानक उज्ञान कहि देनाहि हुनक स्वभाव देखल गेल अछि। मानक बात ओ बेधड़क कहि दैत छथि, तहि बहुत रास लोक हुनकासँ खिसियाएल पिताएल रहैत छथि। अपन अहि स्वभावजन्य गुणक कारण किछु लोक हुनका 'सामन्ती' क उपमा सेहो देबाक लेल पाछा नए रहैत छैक।

मैथिली भाषासाहित्यमे लेखक लोकनिक आउयमूलक प्रभाव बहुत कम भेटैत छैक। खास कए सहयात्री, स्वजाति लोकहिमे हि प्रभाव त भेटत नहि छै। जौ ब्राह्मण आ ब्राह्मणेतरक बात अबैत अछि त आउयक प्रभाव मैथिली साहित्यमे वर्षोसं आब भेटैछ। मुदा किछु गोटेक छाति समालोचना विधाजन्य कार्य मैथिली साहित्यमे बड़ कम छैक। बहुत रास लेखकगण स्तुतिगान आ प्रशंसागानक आत्मरति रमैत रहलाक कारण समालोचनात्मक पोथी नगण्य छैक। साहित्यकार रामभरोस सेहो अहि ठाम चूकल बुझाइछ। पचासटासँ बेसी पुस्तक प्रकाशन भेलाक बादो हि समालोचना विधामे हुनक उपस्थिति

अन्ततः, मधेशी, मैथिली किंवा बहुभाषिक समाजक नब्ज आ कठीन सत्यक उजागर करबाक लेल आब अवसर देल गेल अछि। एकरा लेल प्राज्ञ रामभरोस कापड़ि क अग्रसर होएब बहुत जरूरी छै। ओ अखन मधेश प्रज्ञा प्रतिष्ठानक अध्यक्ष थिकाह, एहि उत्तम हुनक योगदान अतुलनीय आ सराहनीय होयबाक अपेक्षा बहुत रास लोकक छै। समाजक यथार्थ आ सत्यक साहित्यिक विभिन्न विधा (व्यंग्य कविता, नाटक आदि) क माध्यमसँ आगाँ आनबाक मूल उद्देश्यक बरकाब बन रहँ चुकल अछि।

मैथिली भाषाम प्रकाशकक अभाव छै, पोथी छापैवालाक अभाव छै, ओना धनाढी पोथी छैपक तयार सँ भेल बिकाइक आ बिक्रीक अभाव। पोथी खरिदकर्ताक अभाव। मैथिली पोथी खरिदक पढब आदत मैथिलीजनक बिल्कुल नहि छन्हि। मुफ्तम बाँटियों त पोथी लेबाक लेल हाथ पसारैवाला सेह बड बेसी भेटत। एहन अवस्थामा साहित्यकार रामभरोस १० ६० टा पोथी प्रकाशित कएलाह, जे बहुतक अपन बसक बात नहि छियैक।

राजनीतिकर्मीक भाषासाहित्यप्रति ओतक झुकाव नय रहैत छैक। तहि ओकरासभक अपन करियरम लकँ ओ भाषासाहित्यक उन्नति, प्रगतिक अनुगति आ अग्रदिशा देमाकल सदखनि अग्रसारोम रहैत छथि। मधेश प्रज्ञा प्रतिष्ठानम हुनक नियुक्ति बहुत पैघ महत्व रखैछ। ओना राजनीतिक नियुक्ति विभिन्न साहित्य संस्था सबम होइत रहलैए, मुदा मधेश प्रज्ञा प्रतिष्ठानम हुनक नियुक्ति

साहित्य, भाषा, संस्कृति, कला, गीत संगीत आदिक उन्नयन दिशि जाएत, बहुतम आशा किरिण जगौलक अछि।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

२.१७.बंकिम-निबंधावली आ बहुरंगी रचनाकार 'भ्रमर'



**चंद्रेश-संपर्क-9430640883**

## विविधवर्णी आ बहुरंगी रचनाकार 'अमन'

राष्ट्रीय-अन्तर्राष्ट्रीय स्तर पर कतिपय सम्मानसँ सम्मानित, विविधायाम विविधवर्णी आ बहुरंगी रचनाकार छथि श्रीरामरदास कायति 'अमन'। ओ लिखैत छथि आ जे किछु लिखलनि से जमिकऽ। कही गँ यथार्थपरक ढङ्ग जनजीवनक सम-सामयिक चित्र संवेदनाक संग उपस्थापित करैत छथि। ओ मानवक सुख-दुःख आ जीवनक संवेदनाकेँ मर्मस्पर्शी ढङ्ग उरेहलनि। सहजता आ स्वाभाविकता हिनक लेखनक विशिष्टता रहल अछि। ओ समाजमे व्याप्त विसंगतिकेँ उठबैत समकालीन सत्यकेँ बखान करैत छथि। गँ हिनक रचना छन्न आ पाखण्डीपनकेँ उघार करैत मानवक हृदयकेँ उद्वेलित करैत अछि।

मिथिला-मैथिलीक प्रति अनन्य प्रेम हिनका अन्दरसँ रहलनि अछि। खासकऽ डा० धीरेन्द्रसँ प्रभावित भऽ जे मैथिलीमे अयलाह से मैथिलीक रचनाकऽ ओकरे भऽ कऽ रहि गेल छथि। ई समाजक विविधतामे विषमताजन्य विसंगतिकेँ अपन रचनामे उकेरलनि अछि। खासकऽ सीमाक ओहि पार आ एहि पार अर्थात् मिथिला क्षेत्रक सामाजिक राग-विराग पर अपन लेखनीक आधार बनौलनि अछि। ई देश - काल स्थिति-परिस्थिति पर ध्यान केन्द्रित कऽ अपन रचनात्मकताक माध्यमे सटीकतामे समय-सापेक्ष सन्तुलित कऽ रचनाधर्मिताक निर्वाह कयलनि अछि।

हुनका जखन जाहि वस्तुक खगता बुझयलनि ताहि विधामे लिखलनि। नेपालक मैथिली साहित्यक इतिहास अक्षुण्ण रहैक से जानि-बुझिकऽ अपन रचनात्मक क्षमताकेँ आओर आगाँ बढ़ौलनि। हिनकामे यथार्थ-चित्रणक क्षमता बेजोड़ छनि तेँ आम जनक पीड़ा ई विवशताकेँ व्यक्त करबाक छटपटाहटि अवश्य संघर्षकेँ स्वर दैत अछि। हिनक रचनामे प्रमानुभूतिक ध्यान अछि तेँ शासन दिस असमानता, शोषण आ पीड़ादिक रोदनमे जीवनक - प्रतिवादी स्वर गुंजित अछि। कतहु - कतहु तेँ सहजतामे सामाजिक विद्रूपतासँ टकराइत विसंगतिबोधक बात तेनाकऽ कहि दैत छथि जे मार्मिकतामे विविध आयाम स्वतः प्रस्फुटित भऽ जाइत अछि।

ई कविता, कथा, नाटक, यात्रा - प्रसंग, निबन्ध, संस्मरण आदि तेँ लिखब कयलनि जे शोधपरक दृष्टि हिनक सदा महत्वपूर्ण रहल अछि से कहल जा सकैत अछि। हिनक राजकमलक कथा साहित्यमे

नानी' 2007 ई० मे लेखन प्रकाशन, पटनासँ प्रकाशित भऽ आयल अछि। एहिमे राजकमलक नारी विषयक चित्रण अवश्य मानकेँ मुग्ध कऽ दैत अछि। ओ स्वयं 'एहि पोथी मादे'मे लिखलनि अछि जे 'राजकमल चौधरीक साहित्य एहन पवित्र गंगाजल अछि, जकरा पीलासँ तृप्ति भऽ जैत छैक, ओ अद्वितीय अछि। ओना ई पोथी प्रकाशित होयबासँ 23 वर्ष पूर्वहि 1984 ई० मे लिखल गेल जे स्वयं लेखक लिखने छथि। ओ जे नारी चरित्रक प्रारूप वर्णन छथि से अछि- (क) परम्परावादी (ख) शोषित (ग) आदर्शोन्मुख (घ) पुंश्चली (ङ) प्रकीर्ण। ओ नारीक दू चरित्र जेना- 'हुनका ने कथानक हिनक नारी पवीन छथि आ ने वाहनी दुनियामे आबि कामतुष्टिक हेतु छिछिअएबा पर बाध्य नारी। हुनका एहि दुनूक बीचक नारी चरित्रसँ लगाव छलन्हि'। जँकि ई पोथी पहिने लिखायल त हिनक कतिपय रचनाक प्रसंग विचार छूटल अछि। तँ ँ की ? राजकमलक प्रति हिनक श्रद्धाभाव अवश्य छिटकि आयल अछि। ओ स्वयं लिखैत छथि जे 'नारी मनोविश्लेषणक एतेक सूक्ष्म अध्ययन हुनक कथा, उपन्यास सभमे हमरा भेटल, हम अनकर नहि गेल नहीं।'। ओ हिनक उपन्यास आ कथा - साहित्यमे नारीक चित्रण एहि पोथीमे कयलनि अछि।

जँकि राजकमलक सम्पूर्ण साहित्य हिनक लिखबाक वा विवेचन - विश्लेषण करबाक अवधि धरि एकठाम पुस्तकाकार नहि भऽ सकल छल तँ ओ सभटा पर विचार नहि कयलनि अछि। ओहुना सभटा रचना पर विचार-विमर्श होयब सम्भव नहि थिक। उपन्यासमे मात्र 'आदिकथा' पर आ कथा साहित्यमे सात किछुए कथा पर ओ

𑒁𑒣𑒢 𑒫𑒱𑒔𑒰𑒩 𑒠𑒹𑒪𑒢𑒱 𑒁𑒕𑒱। 𑒍 𑒖𑒰𑒥 𑒖𑒹 𑒏𑒱𑒕𑒳 𑒠𑒹𑒪𑒢𑒱 𑒁𑒕𑒱 𑒞𑒰𑒯𑒱𑒧𑒹 '𑒏𑒟𑓂𑒨 𑒋𑒫𑓀 𑒬𑒱𑒪𑓂𑒣 𑒠𑒳𑒢𑒴 𑒅𑒞𑓂𑒞𑒧 𑒯𑒳𑒢𑒏 𑒁𑒫𑒠𑒰𑒢 𑒁𑒞𑓂𑒨𑒢𑓂𑒞 𑒧𑒯𑒞𑓂𑒫𑒣𑒴𑒩𑓂𑒝 𑒁𑒕𑒱' 𑒋𑒏𑒩𑒰 𑒍 𑒮𑓂𑒫𑒲𑒏𑒰𑒩𑒪𑒢𑒱 𑒁𑒕𑒱। 𑒮𑓂𑒣𑒭𑓂𑒙𑒞𑓁 𑒍 𑒪𑒱𑒐𑒻𑒞 𑒕𑒟𑒱 𑒖𑒹 '𑒨𑒾𑒢 𑒮𑒧𑒮𑓂𑒨𑒰𑒏𑒹𑒿 𑒂𑒏𑓂𑒩𑒰𑒢𑓂𑒞 𑒧𑒢𑓁𑒮𑓂𑒟𑒱𑒞𑒱𑒏 𑒢𑒱𑒩𑓂𑒠𑓂𑒫𑒢𑓂𑒠𑓂𑒫 𑒅𑒪𑓂𑒪𑒹𑒐 𑒯𑒳𑒢𑒏 𑒮𑒯𑒖 𑒩𑒔𑒢𑒰𑒏𑒰𑒩 𑒫𑓂𑒨𑒏𑓂𑒞𑒱𑒞𑓂𑒫𑒏 𑒣𑒩𑒱𑒔𑒰𑒨𑒏 𑒟𑒱𑒏'।

𑒫𑒮𑓂𑒞𑒳𑒞𑓁 𑒩𑒰𑒖𑒏𑒧𑒪 𑒁𑒣𑒢 𑒮𑒰𑒯𑒱𑒞𑓂𑒨𑒧𑒹 𑒡𑒴𑒧 𑒧𑒔𑒾𑒢𑒹 𑒕𑒟𑒱। 𑒍 𑒁𑒣𑒢 𑒪𑒹𑒐𑒢𑒧𑒹 𑒖𑒢𑒮𑒧𑒰𑒖𑒏𑒹𑒿 𑒗𑒏𑒗𑒼𑒩𑒱𑒏𑓄 𑒢𑒫𑒨𑒳𑒑𑒏 𑒮𑒴𑒞𑓂𑒩𑒣𑒰𑒞 𑒏𑒩𑒥𑒰𑒏 𑒮𑓀𑒠𑒹𑒬 𑒠𑒹𑒪𑒢𑒱 𑒁𑒕𑒱। 𑒧𑒰𑒢𑒫𑒲𑒨 𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩𑓂𑒑𑓂𑒩𑒢𑓂𑒟𑒱𑒏𑒹𑒿 𑒅𑒒𑒰𑒩𑒻𑒞 𑒮𑓀𑒫𑒹𑒠𑒢𑒰𑒞𑓂𑒧𑒏 𑒑𑒯𑒢𑒞𑒰𑒧𑒹 𑒁𑒢𑓂𑒞𑓁𑒮𑓂𑒟𑒪 𑒡𑒩𑒱 𑒣𑒻𑒮𑒱𑒏𑓄 𑒖𑒹 𑒣𑓂𑒩𑒯𑒰𑒩 𑒏𑒩𑒨𑒢𑒱 𑒮𑒹 𑒧𑒢𑒼𑒧𑒮𑓂𑒞𑒱𑒭𑓂𑒏𑒏𑒹𑒿 𑒗𑒏𑒗𑒼𑒩𑒻𑒞 𑒢𑒫𑒲𑒢𑒞𑒰𑒧𑒹 𑒢𑒫𑒠𑒵𑒭𑓂𑒙𑒱 𑒦𑒩𑒥𑒰𑒏 𑒥𑒰𑒞 𑒁𑒕𑒱 𑒮𑒹 𑒞𑒿 𑒏𑒯𑒪 𑒖𑒰 𑒮𑒏𑒻𑒞 𑒁𑒕𑒱।

𑒩𑒰𑒧𑒦𑒩𑒼𑒮 𑒏𑒰𑒣𑒛𑓃𑒱 '𑒦𑓂𑒩𑒧𑒩' 𑒋𑒯𑒱 𑒮𑒦 𑒥𑒰𑒞𑒏𑒹𑒿 𑒮𑓂𑒣𑒭𑓂𑒙 𑒏𑒨𑒪𑒢𑒱। 𑒍 𑒩𑒰𑒖𑒏𑒧𑒪𑒏𑒹𑒿 𑒔𑒱𑒯𑓂𑒢𑒪𑒢𑒱 𑒂 𑒮𑓀𑒖𑒲𑒏𑓂𑒭𑒧 𑒮𑒯𑒲 𑒍 𑒋𑒯𑒱 𑒣𑒼𑒟𑒲𑒏𑒹𑒿 𑒣𑓂𑒩𑒮𑓂𑒞𑒳𑒞 𑒏𑒨𑒪𑒢𑒱। 𑒍 𑒩𑒰𑒖𑒏𑒧𑒪𑒏 𑒏𑒟𑒰 𑒮𑒰𑒯𑒱𑒞𑓂𑒨𑒧𑒹 𑒢𑒰𑒩𑒲 𑒫𑒱𑒧𑒩𑓂𑒬𑒏 𑒫𑒩𑓂𑒝 𑒢𑒰𑒩𑒲 𑒁𑒮𑓂𑒧𑒱𑒞𑒰𑒏 𑒣𑓂𑒩𑒬𑓂𑒢 𑒅𑒚𑒰𑒏𑓄 𑒠𑒪𑒱𑒞-𑒬𑒼𑒭𑒱𑒞-𑒣𑒲𑒛𑓃𑒱𑒞 𑒢𑒰𑒩𑒲𑒏 𑒔𑒱𑒞𑓂𑒩𑒝𑒏𑓄 𑒮𑒰𑒧𑒰𑒖𑒱𑒏 𑒫𑓂𑒨𑒫𑒮𑓂𑒟𑒰𑒏𑒹𑒿 𑒔𑒲𑒩𑒲𑒔𑒰𑓀𑒞 𑒏𑒨𑒪𑒢𑒱 𑒁𑒕𑒱। 𑒋𑒯𑒱 𑒣𑒼𑒟𑒲𑒏 𑒩𑒔𑒢𑒰𑒑𑒞 𑒫𑒱𑒬𑒹𑒭𑒞𑒰 𑒣𑒻𑒒 𑒖𑒹 𑒫𑒱𑒦𑒱𑒢𑓂𑒢 𑒫𑒱𑒠𑓂𑒫𑒰𑒢𑒖𑒢𑒏 𑒁𑒦𑒱𑒫𑓂𑒨𑒏𑓂𑒞𑒱𑒏𑒹𑒿 𑒖𑒑𑒖𑒱𑒨𑒰𑒩 𑒏𑓄 𑒍 𑒁𑒣𑒢 𑒥𑒰𑒞𑒏𑒹𑒿 𑒩𑒐𑒪𑒢𑒱 𑒁𑒕𑒱। 𑒢𑒰𑒩𑒲 𑒫𑒱𑒭𑒨𑒏 𑒥𑒰𑒞 𑒖𑒐𑒢 𑒩𑒰𑒖𑒏𑒧𑒪𑒏 𑒏𑒟𑒰 𑒮𑒰𑒯𑒱𑒞𑓂𑒨𑒧𑒹 𑒅𑒚𑒞 𑒞𑒿 𑒋𑒯𑒱 𑒣𑒼𑒟𑒲𑒏𑒹𑒿 𑒁𑒫𑒬𑓂𑒨 𑒧𑒰𑒢 𑒩𑒰𑒐𑒨 𑒣𑒛𑓃𑒞। 𑒢𑒱𑒮𑓂𑒮𑒢𑓂𑒠𑒹𑒯 𑒑𑒰𑒑𑒩𑒧𑒹 𑒮𑒰𑒑𑒩 𑒟𑒱𑒏 𑒃 𑒣𑒼𑒟𑒲।

𑒠𑒵𑒭𑓂𑒙𑒱𑒮𑒧𑓂𑒣𑒢𑓂𑒢 𑒩𑒔𑒢𑒰𑒏𑒰𑒩 𑒦𑓂𑒩𑒧𑒩𑒏 𑒮𑒴𑒏𑓂𑒭𑓂𑒧 𑒠𑒵𑒭𑓂𑒙𑒱 𑒣𑒻𑒒 𑒖𑒹 𑒍 𑒮𑒞𑓂𑒨 𑒣𑓂𑒩𑒏𑒵𑒞𑒱 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒏 𑒣𑒳𑒖𑒰𑒩𑒲 𑒕𑒟𑒱। 𑒏𑒼𑒢𑒼 𑒂𑒧 𑒪𑒼𑒏𑒏 𑒮𑓀𑒑 𑒯𑒧 𑒢𑒯𑒱 𑒞𑒿 𑒥𑒯𑒳𑒞 𑒏𑒱𑒕𑒳

दखवा - रागवाक अनुरुपि रुटल अछि। उा जाय-कादृ जाळ्ग छथि गँ यहिन 'स्वाटाग्रेरिक कॅमना' आ आव गँ 'मावाळ्ल स आधुनिक नहिग छनि। नीक उा दामी मावाळ्लक रुनयुन उययाग कनेग छथि। मूब्रळ्क यार्क स्वअय ना कालकागाक नशनल यार्क ना स्थान विशेषक किछक न स्वअय, उा सरु Oाम प्राकृगिक सौन्दर्यकं अयन कॅमनाम उगानेग उाकन रुनयुन उययाग कनेग छथि। प्रस्फुटिग स्फूल स्वअय ना कवूली - कुन्नी ना प्रनाहिग जलधाना ना काना यूल ना आकर्षक नस्तु-जागादि उा मट दs स्वाटा घीचि लेग छथि आ समयानुकूल उययाग कनेग छथि। हिनका लग दुर्लभ स्वाटा सरु अछि। हिनक अन्नेषणयनक दृष्टि यैह ज जिज्ञासु अनुसन्धाना लाकनिक स्नु उा आद्यकवि 'विद्यायगिक दर्जना अप्रकाशिग यदसँ रुनल अछि नयाल' लिखिकs स्नागक सम्बन्धम जानकानी गँ दव कयलनि अछि ज हूनक दु शाट अप्रकाशिग गीगकँ यहिन यत्रिकाम आ गकन वाद 'मिथिलाक लाकजीवन: लाक सहदर्य' म यृO संO 205-206 यन प्रकाशिग कनवौलनि अछि। जना - ( गीग - 1) नागश्री। उन्दन वनस जागीयक अमल वळ्सनः जागी- निषी दनवान वळ्सन।।1।। आ ( गीग 2 ) नाग कान्हि। गिनि कैलास हि नंग सदा शिव। नंग स्वानि स्व हून गिजायक संग सदा शिव स्वानि स्व।।1।। गाव नहि, महाकवि विद्यायगिक नवीन नचना: 'वैद्य नहस्य' सहा प्रस्फुग कयलनि अछि। सांस्कृगिक चिन्हन कहि 'मिथिलाक लाकजीवन : लाक सहदर्य' यार्थी मिथिला सन्दन, अमनिका' द्वाना 284 यृष्ठम प्रकाशिग रुs आयल अछि। गीन खण्डम प्रकाशिग विहिन्न विषययनक ळ्ळी यार्थी अवस्स विहिन्नाम स्थान विशेष, माटि -

यानि, संस्कृति, सभ्यता, राजनीति, लोककला, लोकगाथा, लोकसंस्कृति, नायक , पर्व-त्योहार, रीति-रिवाजादि, विषयवस्तुकादिकेँ समेटने - बराबरि राष्ट्रीय ओ अन्तर्राष्ट्रीय पटल पर कहीँ तँ साक्ष्यमूलक दस्तावेज थिक। तेँए, मूल्यबोधयुक्त ई पोथी बनि आयल अछि। लोकजीवन आ लोक सन्दर्भ एहि पोथीक उपादेयता बनल अछि।

ओ विभिन्न संस्थामे प्रतिनिधित्व कऽ चुकल छथि। ओ जाबे वर्षो जाहि संस्थामे रहलथि तय अपन छाप छोड़ि देलथि। साझा प्रकाशन होअय वा नेपालक राजकीय प्रज्ञा प्रतिष्ठान, ओ कैकटा पोथी प्रकाशित करबौलनि जे मूल्यबोधक अछि। जेना - महाकवि विद्यापति आ नेपाल (2068) लोकनायक सलहेस (खण्ड-1 आ 2, 2069 ) लोकगाथा नायक दीनाभद्री ( 2070 ) आदि अछि। लोकगाथा ओ लोकसंस्कृतियुक्त विचार - गोष्ठीक आयोजन तँ करब कयलनि जे नेपाल पृष्ठभूमिक ऐतिहासिक सन्दर्भ सेहो लऽ कऽ विभिन्न ज्ञाता विद्वज्जनकेँ एकठाम एकत्रकऽ विमर्श करबौलनि। साक्ष्यकेँ प्रमाणक संग प्रस्तुत होयबासँ बेसी आयसीम अर्थात् दर्शक-श्रोता आ वक्ताक बीच गहमागहमीमे सफल करबाओल। सम्प्रति ओ मधेश प्रज्ञा प्रतिष्ठान'क अध्यक्ष छथि आ एहि संस्थाकेँ पल्लवित - पुष्पित करबामे दम-खम लगौने छथि। समयक प्रतीक्षा अछि।

हिनका मैथिलीक प्रति विशेष प्रेम तँ अवस्से छनि जे आनो भाषा प्रति आदर भाव छनि। ओ 2066 सालमे 'हम कौन तुम' हिन्दी कविता संग्रह जे पाँच कविक कविताकेँ प्रकाशित करबौलनि। मैथिली कविता पोथी 'नहि, आब नहि' (दीर्घ कविता - संग्रह) क बस अब नहीं

हिन्दी अनुवाद प्रकाशित कयलनि। ओहिना नेपाली आ राजस्थानीमे सेहो रचना छनि। मूल लेखनमे सम्प्रति 6 गोट कविता - संग्रह, बालकथा-संग्रह, एकटा उपन्यास, 6 गोट नाटक आदि छनि।

हम गछैत छी जे रचना तेहन पैघ होइत अछि जे लेखकक कलमसँ निकलित, लेखकीय मानसिकताक उपजा होइत। अपन छवि-छटा स्वतंत्रतापूर्वक छिटकाबैत पाठकक मनोमस्तिष्ककेँ होँठत बैसि जाइत अछि। मूल्यबोधक स्थिति कोना रचनाक प्राण थिक। तात्पर्य जे अपन दम-खम रखैत स्वतंत्र अस्तित्वयुक्त रचना अस्मिताकेँ जगबैत अपन पहचान अपन बनबैत अछि। एकटा बात ई हो सकय थि जे लेखक लिखबा काल जे सोचैत- विचारैत लिखैत अछि सैह पाठको सोचि पाबैत से कोनो बात नहि रहल। पाठकीय सोचमे अपन दृष्टि होइत अछि जे लेखकीय बोधसँ हटबाक रूपs स्वतंत्र चिन्तन-मननमे अपना-अपनीक अर्थ - ध्वनिकेँ स्पष्टकs सकैत अछि आ करैत अछि।

ई लिखबाक प्रयोजन एहि हेतुँ जे श्रमन जे किछु लिखैत छथि वा हिनक जे कोनो गतिविधि होइत छनि से सदैव सोचल-विचारल आ नव-नव गतिविधिसँ युक्त निष्ठा - राग होइत छनि। जहिना ई साहित्यिक-कार्यमे सम्बद्ध छथि तहिना पत्रकारिताक क्षेत्र अद्योग्रज छथि। मैथिलीमे 'गामघर', 'अर्चना' 'आंजन' आदि प्रकाशित कयलनि। वर्ष - 36, अंक-3, क्रमांक- 106, दिसम्बर - जनवरी 2023 'आंजन'क स्मृतिकेँ पटलमे वन्न 'सामदन' आयल अछि। 'सामदन' पत्र

कछिन 'आंज़न'क ॐी अंक - अवश्य सामदनकँ विह्नव-वृसवाक संगहि हुनक जीननदृष्टि आ नवनादृष्टि यन प्रकाश दैत अछि। शोषित-पीडित लाकजीननक उन्नायक छलाह सामदन ज जीनन स्नि संघर्ष कयलनि आ कर्म वल ँ साहित्य-साधनाकs सयून स्लाह। माननीयताक गुण वल उा महानताक आसन यन आसीन स्ल छथि। गहिना ग्रमन अयन लक्ष्य सिद्धिक स्नु सतत नव-नव प्रयाग कर्तेत प्रयाधर्मा वनि अयन ठौकादि दखा नहुल छथि। उा अयनाक सामाजिक सताकानसँ जाउत मुक्तिमार्गक अनुयायी छथि।

चीनक उयजा 'कानाना' सम्पूर्ण विश्वकँ दलमलित कs दलक। जँकि 24 मार्च 2020सँ नयालम 'लॉकडाउन' लगा दलक। लाककँ घनम सुनञाक दृष्टिँ नहुवाक लल वाध्य कs दलक। ञहि संक्रामक वीमानीक स्लस्नूय ञकटा अघाषित युद्ध ठानल गेल गँ ञहि सम-सामयिक स्थिति - यनिस्थितिजन्य याथी 'कानानाक संत्रासम डाकनायल जिनगी (लकडाउन डायनी)' नामस्नास कायडि ग्रमनक जनकयून ललित कला प्रतिष्ठानसँ 2020 ॐीo म प्रकाशित स्s आयल। ञहिम लखकक 10 अप्रैल 2020 सँ 22 जुलाॐी 2020 धनिक खनहा आ 'उयसंहान' अछि। संगहि प्रसंग-अप्रसंग सहा अछि। यानि 24 मार्च 2020क प्रसंग| 'कानाना' नाम सुनितहिं लाकक नाॐञा गुटकि जाॐत छल। सन ञक-दासन सर्शकित नजनिँ दखैत छल। साहु-सहाॐ, साशल डिस्टेंसिंग आ मुखडा अर्थात् 'मास्क'क उययाग वस चलल। वच्चा आ वुढ़ यन खाना वस मडनायल। उाना जुआन - जहान हाअय ना विकित्सक अर्थात् ज चयटम यडल स सन खाना यडल। कार्का मुॐल, वनाजगानक संख्या

बढ़ल। कर्मसँ मानवताक गुणमे उत्पादन वृद्धि होइत अछि तहि कर्मक सुकर्म दृष्टिगत हएल। हीत- मीतक पहचानबोध कराओल। जीवन जीबाक ढंग सिखाओल। कही तँ युगक वास्तविक ओ क्रमबद्ध सत्य, तथ्य ओ कथ्य जगजियार हएल। कही तँ नयालक आधुनिक इतिहास सांगितामे देखार हएल। त स्पष्टवादितामे लेखनी चमकि उठल अछि। एहि कालाबाक संत्रासमे ओझरायल जिनगी पोथी अपन सार्थक उपस्थितिबोधमे। मानव जीवनक हिस्सा बनिक आयल इ पोथी। लेखकक सामर्थ्य-शक्ति आ संघर्ष चेतना सहज विग्रहमे झलकि आयल अछि। जे समाजक सत्यता जगजियार हएल त लोकक विचार, संवेदनाक संग समय सापेक्ष नव अनुभूति दृष्टिगत हएल।

एखन इ पोथी पढ़ल विशेष रहल अछि जे ओ तकि - हनिकऽ साहित्यकार बनयबाक प्रयास करैत छथि। एहि लेल ओ लोककँ उत्साहित करैत छथि। रचना लिखबाकऽ अपन पत्रिकामे वा आन ठामक पत्रिकामे प्रकाशित करयबाक प्रयास करैत छथि। ओ जेक नव रचनाकार बनलथि आ ओहि नव रचनाकारक रचना लिखबाकऽ प्रकाशित कयल वा करबौल छथि से हुनिएक नव पीढ़ीकँ बनयबामे योगदान अवश्य हएतुन रहब कहल जानि। साहित्यिक परिवेश ओ वातावरणक निर्माण ओ अपन कर्मठता आ सक्रियताक संग सार्थकता हेतु करैत छथि। कही तँ ओ अपन पाछाँ एकटा बस पैघ जमाति ठाढ़ कऽ देलनि।

इ सत्य थिक जे हिनक जीवन-यात्राक कटु-मधु अनुभवमे बहुत बात घटित हएल अछि। हिनक आन-अवदान मानस सामाजिक आ

मनोवैज्ञानिक यञम घटित घटना- ग्रामाधिकारीक संग उरनिता ओ सदैव अपन काजम नक जकाँ ध्यान लगौने नहल छथि। सहवाक ब्ली सामर्थ्यवाध ओ अगिनिक्क नूयम अर्जित कयन छथि। किनक गँ ननयनसँ हिनक नौड्र नूय नूकायल नहि नहल अछि। जिह्वी गँ नेह ज ओ अपन मानम ज वात ि०नि लेत छथि स कोयकs छाउत छथि। उयञा, अयमान आदि ह्ललता ओ आव अंगेजिता नहि छथि। एकमात्र लक्ष्य ज कर्मवलं आगाँ वढी। मान-सम्मान गँ ओ ताक यावि नन छथि ज ढन-ढाकी प्रशक्तियन्नादि घनम ढनिआयल छनि। मिथिला - मैथिलीक नाम यन ओ धन-सम्पत्तिक यननाह नहि कयन छथि। दनादन यथी आ यत्र - यत्रादि प्रकाशित कयन छथि।

दखल जाय गँ निसङ्गह कहल जायत ज समय - साक्षक साञी वनेत अपन नचनाधर्मितावलं ञमन अपन यूगक महत्वपूर्ण हस्ताञन छथि। ओ अपन प्रतिरा वलं जीननक वीचसँ निरिन्न सामाजिक घटनादिक उ०ाकs जीनन-यञकं मजगूती प्रदान कयलनि अछि। ओ सामाजिकता आ मानवीय चिन्ताकँ अपन अनूरूति प्रवणता वलं नैतिकता आ व्लमानदानीयूर्वक उ०ाकs नचना जगतक ज स्नूय गढलनि अछि स हिनका साहित्य जगतक सिनमौन वनवेत छनि।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com यन यठाउ।

## २.१६.अयोध्यानाथ चौधरी- "अमर"क बहुआयामिक व्यक्तित्व



**अयोध्यानाथ चौधरी**

**"अमर"क बहुआयामिक व्यक्तित्व**

गत वर्ष जनकपुरक प्रसिद्ध वेलकम होटलमे आयोजित एकटा पुस्तक समारोहमे बैनर पर 'लिखल' नाम रहास कार्यक्रम पचासम् कृति' देखि मन जिज्ञासा रानसँ तनिगित र' उठल। एकदम सुपरिचित व्यक्तित्व तथापि हुनका विषयमे जानकारी नव बुझबामे एल। जखन हुनका द्वारा सम्पादित- प्रकाशित" आँगन" पत्रिकाक वारिनी आ टीपनी आनन्द पृष्ठ पर ताक बन हुनकर लिखित किताबसभक खाता अलगे नहेत

छल मुदा एकर नाम किताब र' गेल हुनि तकर अंदाज नहि र' सकल छल। एहि बीच जानकारी भेटल जे हुनकर दूटा किताब एखना प्रेसमे छनि तहिसँ अपनहुँ लोकनि हुनक निरन्तर लेखन प्रवृत्तिसँ आश्वस्त र' सकैत छी। मुदा लेखनमे मात्र नहि,ओ मिथिला-मैथिली सम्बन्धित कार्यक्रम आयोजन, मिथिला- मैथिली सम्बन्धित आन्दोलन आदिमे सेहो ओतब बढ़ि- चढ़िकय भागीदारी देखबैत देखल गेलाह अछि। स राष्ट्रीय आ अन्तर्राष्ट्रीय दुनू स्तर पर। आ जनतब करावी जे तकर मूल्यांकन सेहो पूर्ण रूपमे भेल छनि। ओऽ मामलामे ओहन भाग्यशाली कम्मे भेटताह। उदाहरणस्वरूप नेपालमे मधेश प्रदेश द्वारा पहिल आ नव-गठित तीन सदस्यीय' मधेश प्रज्ञा-प्रतिष्ठान'क प्रमुखक जिम्मेवारी किछुए दिन पूर्व सम्हारलनि अछि। ओना एहिसँ पूर्वमे सेहो ओ नेपालक केन्द्रीय सरकार द्वारा गठित" नेपाल प्रज्ञा-प्रतिष्ठान" सन महत्वपूर्ण निकायक प्राज्ञ- सदस्यक रूपमे सेहो कार्य क' चुकल छथि। एतबे नहि, ओ नेपालक केन्द्रीय सरकार अन्तर्गत दासन महत्वपूर्णसाहित्यिक आ प्रकाशन सम्बन्धित संस्था" साझाप्रकाशन "क अध्यक्ष रूपमे सेहो ओ अपन तरहेँ जिम्मेवारी निर्वाह क' चुकल छथि। ई सब हुनकर कार्य- कुशलता आ चातुर्यक यथेष्ठ प्रमाण अछि।

आब आबी हुनक कृतिसब पर दृष्टिपात करी। हुनक पहिल प्रकाशित रचना" ईमान्दार बालक" नामक एकटा बालकथा छल जे1964 ई. मे मिथिला मिहिर साप्ताहिक, पटनामे छपल छल। अर्थात हुनक साहित्यिक यात्रा आइसँ54 वर्ष पहिने शुरू भेल जे एखन धरि ओहिना गतिमान अछि। हुनकासँ प्राय: एकटा निधा

छुटल नहि अछि जकरा क्रमिक रूपमे नीचाँ देबाक प्रयास कएल गेल अछि ।

हिनक कवितासंग्रहमे बन्न कोठरी, औनाइत धूआँ (2029 साल), नहि, आब नहि( 2036 साल) , मोमक पघलैत अधर( गीत गजल), अन्हार अनचिन्हार( 1990 ई. ) , अन्हियाक चान( गजल संग्रह, 2070 साल, आ युद्धभूमिक एसगर यात्रा( 2075 साल) आदि छनि । हिनक दीर्घ कविता' नहि, आब नहि' क नेपाली अनुवाद' हया, अब हया' आ हिन्दी अनुवाद' बस, अब नहीं' शीर्षकमे भेल अछि । हिनक कथासंग्रहमे नानासंग जयबौ ने कुजबा( 1984 ई. ), हुगली उपर बहैत गंगा(2065 साल) आ एकटी हाउनस( 2076 साल) क नाम लेल जा सकैत अछि । हिनक एकमात्र उपन्यास' घनमुहाँ' ( 2029 साल) अछि जकर अंग्रेजीमे अनुवाद भ' प्रकाशित होयबा जा रहल अछि । हिनक एकटा' चीन जे हम देखल' ( 2070 साल) एकटा यात्रावृत्तान्त सेहो अछि जाहिमे चीन भ्रमणक संस्मरण अछि । हिनक कोरोना कालमे लिखल गेल एकटा लकडाउन डायरी सेहो अछि जे कोरोनाक संत्रासमे उमनायल जिनगी( 2070 साल) नामसँ प्रकाशित अछि ।

ओ बहुत रास नाटक सेहो लिखने छथि जानी बहुरानी( 2045 साल) , एकटा आओर बसन्त( 2052 साल) , महिषासुर मर्दनाद एवं अन्य नाटक( 2054 साल) तथा हैया अएलै अपन सामाज( नाटक

संग्रह2067 साल) आदि । हुनकन नाटक सरल नयाली अनुवाद' ग्रमनका उत्कृष्ट नाटकहरु( 2064 साल) नामसँ सेहो प्रकाशित अछि । हुनक किछु शोध यनक पुस्तकसभ सेहो प्रकाशित अछि जेना' जनकपुरधाम न यस उपरका सांस्कृतिक सम्पदाहरु( 2056 साल) , नाजकमलक कथा साहित्यम नारी( 2064 साल) , लोकनाट्य: जट- जटिन( 2064 साल) , Cultural Heritage of Janakpur ( 2062 साल। हुनक किछु आलेख संग्रह सेहो प्रकाशित छनि जेना' मैथिली लोकसंस्कृति' ( 2066 साल), तनाञ्जीका रांट देखि हिमालका कांख सम्म'( 2067 ) , मिथिलाक लोकजीवन: लोक सहुर्द( 2079 ) , समयका अन्हनाल यश्चाँउदै( 2066 )आदि । उा एकटा' नाजा सलहेस' ( 2074 ) नामक जीवनी सेहो प्रकाशित कयन छथि।

विविध विषयक किछु किताव सेहो लिखन छथि जेना' आजका धनुषा( 2039 साल), जनकपुर लोकचित्र( (2046 ) , एकान यन( निवान संग्रह) , समय- सहुर्द( 2068 साल) आदि ।

उपर्युक्त विवरणसँ'ग्रमन'क साहित्यिक अवदानक एकटा व्यापक चित्र वनैत अछि । मुदा एहन व्यापक अछि हुनक पत्रकान व्यक्तित्व जकना सम्पूर्ण व्यक्तित्वक एकटा महत्वपूर्ण अंगक रूपम उाकना छाउल नहि जा सकैत अछि । हिनकन पत्रकानिताक इतिहास सेहो लगभग उाव पुनान अछि । उा2026 साल अर्थात लगभग53 वर्ष पहिन' वैदही' साप्ताहिकक कार्यालय प्रतिनिधिक रूपम पत्रकानिताक शुरुआत कयलनि । तकन वाद2049 सालम नयालक प्रतिष्ठित दैनिक

अखबारक प्रारम्भसँ5 वर्ष धरि जनकपुर संवाददाताक रूपमे कार्यरत रहलाह। अपन सम्पादनमे गत38 वर्षसँ नेपालक एकमात्र मैथिली साप्ताहिक 'गामघर'क सम्पादन आ प्रकाशन करैत आबि रहलाह अछि । 'आँजुर' नामक मैथिलीक त्रैमासिक पत्रिका विगत35 वर्षसँ सम्पादन- प्रकाशन करैत अएलाह अछि ।2054 सालसँ किछु वर्ष धरि एकटा नेपाली दैनिक 'सुप्रभात'क सम्पादन- प्रकाशन सेहो कयलनि । आ2055 सालसँ अद्यावधि 'जनकपुर एक्सप्रेस' नामक नेपाली दैनिक सम्पादन- प्रकाशन करैत आबि रहलाह अछि।

एकर अतिरिक्त ओ किछु पुस्तकाकार संग्रह सबहक सम्पादन सेहो कयलनि जेना 'मैथिली पद्यसंग्रह' ( प्रकाशन: नेपाल राजकीय प्रज्ञा-प्रतिष्ठान: 2051 साल) , लावाक धान( कवितासंग्रह) , 'त्रिशुली' ( स्व. मथुरानन्द माथुर लिखित खण्डकाव्य, 2049 साल) नेपालक मैथिली पत्रकारिता( 2044 साल) , मैथिली लोकनृत्य: राग- रंगिमा एवम् स्वरुप( नेपाल राजकीय प्रज्ञा प्रतिष्ठान( 2061 साल), अन्तर्राष्ट्रिय मैथिली सम्मेलन आ नेपाल( 2065 साल) , हम ओ तुम( हिन्दी कवितासंग्रह, 2066 साल) , मैथिली नाटकसंग्रह ( 2067 ) , महाकवि विद्यापति आ नेपाल( सामा प्रकाशन, 2068 ) , मैथिली लोक- संस्कृति संगोष्ठी प्रतिवेदन( 2069 साल) , लोकनायक सलहेस( निबन्ध संग्रह- खण्ड1 तथा खण्ड2 , साल2069) , दीनाभद्री( निबन्ध संग्रह2070 , नेपाल प्रज्ञा प्रतिष्ठान) ,अहाँ जे कहलहुँ( साक्षात्कार संग्रह, 2071 ) आदि ।

मगलव उ नाम रुमास कायति' ग्रमन 'कसाहित्यकान आ यत्रकान-दुनू व्यक्तित्व समानतूय सँ, समानान्तन नूयसँ निनन्तन गतिमान छनि। उा सर्वदा सक्रिय नहैत छथि। एकन अतिनिक्त हिनक व्यक्तित्वक एकटा आन महत्वपूर्ण यक्ष छनि- नाष्ट्रिय-अन्तर्नाष्ट्रिय स्तनक साहित्यिक- सांस्कृतिक सभा-सम्मलनम सक्रिय सहभागिता। उा निद्यायति सभा संस्थान, दनभंगाकआजीवन सदस्यकहैसियतसँ कनीव कनीव प्रतिवर्ष नयाली साहित्यकानलोकनिक टीमक नतृत्व कनैत छथि आ ताहि हिसावसँ भानतक अनक विशिष्ट शहनसवक ग्रमण क' चूकल छथि। उाहि संस्थान द्वाना प्रायाजितअन्तर्नाष्ट्रीय मैथिली सम्मलनक सफल आयाजन का0माण्डुम एक बन आ जनकयुनधामम दु बन कनवा चूकल छथि। काना सभा- सम्मलनक आयाजनम हिनकन व्यवस्थायकीय उमताक प्रशंसा कनैटा यउत। मुदा तकन लाल सहा यर्याप्त नूयम भैरि चूकल छनि आ भैटैत नहैत छनि। हिमन मगलव कार्यक समुचित मूल्यांकनसँ अछि। उा दर्जनां युनस्कान आ सम्मानसँ निभूषित भ' चूकल छथि।

सवटा प्राप्त सम्मान आ युनस्कानक विवनण उल्लख नहि क' हम किछु मात्र ऊँगित कन'चाहव, जना नयाल नाजकीय प्रज्ञा प्रतिष्ठान द्वाना प्रदत्त प्रथम' मायादवी प्रज्ञा युनस्कान' ( 2052 साल), विद्यायति सभा संस्थान, दनभंगा द्वाना' मिथिला विभूति' सम्मान, लेखन प्रकाशन, यटना द्वाना' लेखन सम्मान' , नयाल मैथिली साहित्य यनिषद, जनकयुन द्वाना' वैदही प्रतिभा युनस्कान', अन्तर्नाष्ट्रिय मैथिली सम्मलन, मुम्बई द्वाना' मिथिलानत्न' सम्मान, मधुनिमा नयाल द्वाना' मधुनिमा सम्मान' , चतना समिति, यटना द्वाना' यात्री चतना युनस्कान' , सामा प्रकाशन

द्वारा' सामा लोक संस्कृति पुरस्कार( 2068 साल) , नेपाल सरकार द्वारा मैथिली भाषा पर देवय जायबला सर्वोच्च' नेपाल विद्यापति भाषा साहित्य पुरस्कार' ( 2069 साल), रायपुर( छत्तीसगढ़, भारत) द्वारा' मिथिला विभूति सम्मान' ( 2069 ) आदि । एहि सभक अतिरिक्त राष्ट्रपति द्वारा" सुप्रबल जनसेवा श्री तृतीय" (2077 साल) आ नेपाल सरकार द्वारा गद्याख्यान/ नाटकक हेतु देल जायवला" महाकवि लक्ष्मी प्रसाद देवकोटा पुरस्कार" ( 2077 ) विशेष रूपसँ उल्लेखनीय अछि ।

नेपाल प्रज्ञा प्रतिष्ठानक प्रारम्भक रूपमे चीन, बांगलादेश आ भारतक साहित्यिक समकक्ष संस्थासभ प्राप्त करब सेहो एकटा सौभाग्यक बात अछि । एकर बाद हुनका सम्बन्धित किछु विशेष उल्लेखनीय बातक जानकारी करावी । बहुत उल्लेखनीय बात सबमे एकटा विशेष उल्लेखनीय योगदान इहो अछि जे हुनकासँ पहिने सामा प्रकाशन मात्र नेपाली किताब प्रकाशित करैत छल, मुदा ओ जखन अध्यक्ष भेलाह त' पहिल बेर" बगियाक गाछ" शीर्षकसँ एकटा मैथिली बाल कथासंग्रह प्रकाशित करौलनि । दोसर महत्वपूर्ण बात जे पहिल बेर काठमाण्डूमे ओ अन्तर्राष्ट्रिय मैथिली सम्मेलन( 2067 साल) आयोजन कैलनि जकर उद्घाटन नेपालक राष्ट्रपति आ विसर्जन नेपालक उपराष्ट्रपति कैलनि । तहिना जे काठमाण्डूमे आयोजित सार्कस्तरीय कविगोष्ठीमे ओ सर्वप्रथम मैथिलीक कविक रूपमे नेपालक प्रतिनिधित्व कैलनि । चारिम जे ओ पहिल बेर नेपाल प्रज्ञा प्रतिष्ठानक सदस्यक रूपमे प्रधान सम्पादकक जिम्मेवारी वहन करैत मैथिलीमे" आङन" पत्रिकाक शुभारम्भ कैलनि।

उपर्युक्त विवरणसँ मैथिली भाषा, साहित्य आ संस्कृति तथा मैथिली पत्रकारिताम हुनक विशेष अवदान दिश संकेत करैत अछि । कारा तरहक साहित्यिक- सांस्कृतिक कार्यक्रम, सभा- सम्मेलन, गोष्ठी आदिम हुनक व्यवस्थापकीय क्षमताक प्रशंसा करबहिटा पड़त। आयोजनक सम्पूर्ण भार जेना दिमागम बैसल रहैत छनि। ककरा कोन जिम्मेवारी देल गेलै' ओकरा पर बनसि जयताह। ओ कार्यकर्ता आर निरूपाहित भ' जाइत। आ ताहिसँ ओकरासँ हुनक सम्बन्ध [illegible] आबि जाइत अछि । एकर अनुभूति जखन हिनका महिना, दु महिनाक बाद होइत छनि, तखन ओ आगे भ' क' ध्यान करताह, " की यौ, कत' गायब रहैत छी? एकदम भेट होअइ न। एना जे गायब भ' जेबै, त' काज चलतै? तावत् धरि ओहो जे विरुद्ध बनल रहैत छथि सेहो सामान्य भ' जाइत छथि आ सम्बन्धक गाड़ी पूर्ववत गतिमान भ' जाइत अछि । ई एकरा गुण कही की अवगुण?

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.११.अजित कुमार झा-घनमूहाँ: मधेशी आन्दोलन आ सामाजिक समन्वयताक दस्तावेज



**अजित कुमार झा- संपर्क-9472834926**

**घनमूहाँ: मधेशी आन्दोलन आ सामाजिक समन्वयताक दस्तावेज**

विदेह अपन शृंखला मे अहि बेर एक एहन विभूति कें अपन विशेषांक निकालबाक निर्णय कएने अछि जे दूनू यानेक मिथिला, मैथिली एवं मैथिलक मध्य सांस्कृतिक, सामाजिक एवं साहित्यिक क्षेत्र मे सेतुक कार्य क' रहल छथि। जनकपुर धाम बिनु मिथिलाक चर्च अधूरा अछि। मानलहुँ जे नेपाल मे ओही सब मधेशी कहाबैत छथि मुदा हमरा सब लेल त' अपन सहोदर छथि। जनकपुर धाम सँ पुनौरा

कँ भिन्न कोना मानि सकैत छी। एतहि दुनूक मध्य सीमा रेखा घीचि देल गेल अछि मुदा दुनूक अन्तर्मन मे एकहि तरहक सपना आ संस्कृति अछि आ ई सभ अहिना सम्भव नहि होइत छैक, एहि कँ लेल सेतुक आवश्यकता होइत छैक आ तहि मे सँ एक छथि नेपालक धनुषा केर बघचौरा गामक मैथिलीक लब्धप्रतिष्ठ बहुआयामी साहित्यकार श्री रामभरोस कापडि 'भ्रमर' जे वर्तमान मे जनकपुर धाम मे रहैत छथि। लगभग पाँच दशक सँ निरन्तर माँ मैथिली केर सेवा मे लागल छथि। साहित्यक लगभग सभ विधा मे उत्कृष्ट रचनाक हिनकर अपन संसार छन्हि। विदेह पर बहुत किछु उपलब्ध छन्हि जकर आनन्द निःशुल्क उठाओल जा सकैत अछि। संपादन मे सेहो निष्णात छथि। हिनक रचना संसार त' बड पैघ छन्हि मुदा एखन हम चर्चा करब हिनक उपन्यास "घरमुँहा" केर।

जनकपुर ललित कला प्रतिष्ठान, जनकपुर धाम सँ सन् 2012 मे प्रकाशित हिनक पहिल उपन्यास "घरमुँहा" मधेश आन्दोलनक व्यथा कथा अछि। अपन रचना प्रसंग मे श्री भ्रमर जी लिखैत छथि : 'मैथिली मे समालोचकक कमी छैक आ ताहूमे नेपालक रचना पर लिखबाक ककरा पलखति छैक। नेपाल मे त' आर अकाल छैक। तखन रचनाक मूल्यांकन भ' नहि सकल तेँ अपन लेखन कँ आनक आँखिए किंवा पाठकक आँखिए तौलबाक अवसर नहि भेटल।' मुदा हिनकर रचनाक मूल्यांकन त' एहि पारक वरिष्ठ मैथिली साहित्यकार सभ निरंतर करैत रहलनि अछि आ जे ई कमी रहि गेल छल तकरा पूरा करबाक प्रयास विदेह क' रहल अछि।

'अमन' जी केर उपन्यास "धनमुहा" मधेशी आन्दोलनक पृष्ठभूमि पर लिखल एक अद्भुत कृति अछि। नेपालक दक्षिणी भागक मैदानी (तराई) क्षेत्र कें मधेश आ ओहि तराई मे रहय वाला भारतीय मूल कें लोग जे मैथिली, थारू, अवधी एवं भोजपुरी भाषी छथि तिनका सब कें एखन मधेशी कहल जाइत छैक। कहबाक कोनो प्रयोजन नहि जे हिनकर सबहक खानपान, रहन सहन सब अपन सन छन्हि। मुदा एखन हिनका सब सँ संवैधानिक भेद भाव कें कारण ओहि आन्दोलनक प्रयोजन पड़लै। आखिर पहाड़ी आ मधेशी मे भेदभाव किएक? अपन अधिकार केर प्राप्ति हेतु कतेको शहीद भ' गेलाह। नेता सब कें कि छैक, पिसाइत त' अछि आम जनता चाहे ओ मधेशी होइक आ कि पहाड़ी?

जुलूस सड़क पर नारा बाजी करैत आगू बढ़ि रहल अछि आ लोकक करमान लागल छैक। जखन कोनो भी पहाड़ी केर घर अथवा दोकान देखाइ पड़ैत छैक ओहि भीड़ मे सम्मिलित उपद्रवी तत्व अपन हाथ साफ क' लैत अछि। मधेशी आन्दोलन उग्र रूप धारण क' चुकल छल। इम्हर घर कें भीतर पहाड़ी मास्टर साहेब नरेश उपाध्याय अपन घर मे अहुरिया काटि रहल छथि। स्कूल, कालेज, दोकान आ अन्य सब बन्द छल मुदा पेटक धधकैत आगि कतहु शान्त रहलै? आ ओहि कें लेल चाही रुपैया आ मास्टर साहेब कें हाथ खाली छलनि। धीया पूता कें लेल चिन्ता होइत छन्हि तेँ तैयार भ' क' घर सँ निकलि बैंक जयबाक विचार करैत छथि। मास्टर साहेब केर पत्नी सविता हिनका बैंक जाय सँ रोकबाक प्रयास करैत छथिन्ह मुदा मास्टर साहेब कहैत छथि : ' अहाँ व्यर्थ चिन्ता

रहैत छी। हमरा कड़ा किछु नहि कहला। हमर शरीर मे त' हमर विद्यार्थी अछि। ककरा हम बिगाड़ने नहि छियै त' ककरो की करत!' खिड़की सँ हुलकी मारि स्थितिक टोह लेबाक प्रयास करैत छथि आ आन्दोलनी रीत कँ उपद्रव देखि निकलबाक हिम्मत नहि जुटा पबैत छथि। मास्टर साहेब कँ अपन शरीर बचाबाक लागि नहल छलनि आ शहर मे स्कूलक घंटी सुनि रस्ता धरि जाइत छथि मुदा हिम्मत जुटा क' स्कूल पहुँचैत छथि। एक दुइ रहैत छथि किछुक त' छात्र सँ अपन मीत जगमोहन कँ आवाज सुनि हुनका बल भेटि जाइत छन्हि। सुख दुःख कर साथी अपन मीत पर हुनका पूरा भरोसा छलनि। छात्र हुनकर मित्र मध्येसी आन्दोलन मे जी जान सँ लागल छथि मुदा अपन पहाड़ी मीत मास्टर साहेब कर सुरक्षा हुनका लेल चिन्ताक विषय छल। एहि संकट कँ समय मे जगमोहन अपन मीत कँ सपरिवार अपना घर पर आबय लेल जिद्द पर अड़ल छथि मुदा मास्टर साहेब कँ रहैत छन्हि जे जौँ ओ अपन घर छोड़ि मीतक घर पर चलि जाएत त' आन्दोलनक ध्यान कमजोर भ' जैत। जगमोहन कँ पूरना दिन सब मोन पड़ैत छन्हि जे अपन मीतक लेल आन्दोलन कर नाह सँ हटय लेल सदा तैयार र' जाइत छथि मुदा मास्टर साहेब सख्त भेल अपन मीत कँ रोकि लैत छथि। जगमोहन मोन मसोसि क' नहि जाइत छथि। ओना मास्टर साहेब कँ मोन रहैत छन्हि जे एहि आन्दोलन मे ओ अपन मीत जगमोहन अधिकारी कँ साथ देथु आ सड़क पर उतरि मध्येसी आन्दोलन जिन्दाबादक नारा लगाबथि मुदा पहाड़ी छथि आ घर मे नेपाली बजैत छथि शहर मे मध्येसी सबहक कहर प्रतिक्रिया नहि होइनि से चिन्ताक विषय छन्हि।

लगभग ४० मास सँ आन्दोलन जारी छल। सबहक जीवन अस्त-व्यस्त भेल छलै। तथापि ई आन्दोलन हेतु पूँजी करब आवश्यकता होइत छैक आ अहि कार्यक बीड़ा उठौने छलथि देशक बागी टोलक कहबैका कामेश्वर सिंह। हिनक पुत्र राजीव जँ कालेज म पढ़ैत छल स अहि आन्दोलन म जी जान सँ जुटल छल। जुलुस म शामिल उपद्रवी तत्व कँ देखि राजीव कँ चिन्ता सेहो होइत छलै। सरकारक तरफ सँ वार्ता करब आश्वासन भेटैत छैक आ ई खबर सुनि मारुत साहेब कँ होइत छैक ज चिन्ता टरल मुदा सब 'बुढ़ियाक फुसि'। वार्ता विफल होइत छैक आर आन्दोलन तीव्र मुदा मारुत साहेब कँ पुना भरोसा छलनि ज एक-न'-एक दिन सरकार कँ झुकह पड़तैक आ मधेशी सब कँ न्याय भेटि क' रहतैक बाद अहि लेल वार्ताक काका दौड़ चलतैक। हिनका लेल चिन्ताक मुख्य विषय छलनि सामाजिक समरसताक ह्रास होनाइ। पहाड़ी लोग सब कँ धमकी देनाइ शुरू भ' गेल छलै आ लोग औने पौने दाम म अपन बाप दादाक बनाओल घर आ जमीन कँ बेचि पलायन करय लेल मजबूर होइत छथि।

वार्ताक काका असफल दौड़ कँ उपरांत 30 अगस्त 2007 क' 26 बूँदा पर सहमति बनि जाइत छैक। आन्दोलन बन्द होइत अछि। विजय जुलुस निकलैत अछि। मुदा नेपाल सरकार मधेशी सबहक खुशी म हेन ग्रहण लगौलक आ तकर नतीजा होइत छैक ज मधेशी आन्दोलन पुनः धधकि उठैत छैक। अनिश्चितकालीन नाकाबंदीक घोषणा होइत अछि। सातह दिनक नाकाबंदी सँ राजधानी काठमांडू म हाहाकार मचि जाइत छैक आ बाध्य

भ' क' नेपाल सरकार कँ सूचना पठौने छैक आ आठ बुँदा सहमतिक उपरांत संविधान सभाक निर्वाचनक तैयारी प्रारम्भ भऽ गेल अछि। तीन संख्या मे मधेशी चुनाव जीति क' अबैत छथि आ नेपाल मे एकटा नव अध्यायक श्री गणेश भऽ गेल छैक।

दुनू पक्षक सहमतिक उपरांत जे मास्टर साहेब मधेश जिन्दाबादक नारा लगबैत छलथि आ संगहि तीन दिनक परिकल्पना करैत छलथि से वर्तमान परिस्थिति मे अपना भ' कुहरि रहल छलथि। सम्पूर्ण मधेश मे विभिन्न समूहक नाम पर चंदा उगाही, अपहरण, धमकी देनाइ शुरू भ' गेल अछि। सशस्त्र आन्दोलनक नाम पर आम पहाड़ी कर जीवन नर्क भेल जा रहल छल। वास्तविकता त' ई छल जे सम्पूर्ण आन्दोलन गुंडा तत्व कर द्वारा 'हाइजैक' भ' गेल छैक। अपना सबहक देश मे एखन धरि जतेक टा आन्दोलन भेल अछि तकर अन्तिम परिणाम इएह भेल अछि। मास्टर साहेब कँ फोन पर लगातार दस लाख रूपैया देबाक लेल धमकायल जा रहल छन्हि। मास्टर साहेब अपन घर जमीन सब बेचि अपन परिवारक संग कोनो सुरक्षित स्थान पर पलायन करबाक योजना अपन पत्नी सविता कँ समझाबैत छथि। एतेक आसान काज त' नहि छैक अपन बाप दादाक डीह पर सँ पलायन करनाइ मुदा इतिहास गवाह अछि जे मजबूरी मे लोक की नहि करैत अछि? एखन मास्टर साहेब तैयारी मे जुटल छथि आ उम्हर कालेज सँ घुरैत काल हिनकर बेटी किरण कर अपहरण भ' गेल छन्हि। अपहर्ता दस लाख रूपैया नहि देला पर अथवा पुलिस कँ कोनो तरहक सूचना देला पर हिनकर बेटी किरण कँ जान सँ मारि देबाक धमकी देने

छलनि। अपन मानक व्यथा मास्टर साहेब ककरा कहितथि? हुनकर मीत जगमोहन सेहो कतहु बाहर निकलल छलथि।

किरण कर प्रेमी नाजीर कें एहि बातक किछु पता लगैत छैक त' ओ अपन स्तर पर खोजबीन करैत अछि आ अपहर्ता सबहक पहिचान करय मे सफल होइत छैक आ मास्टर साहेब सँ भेंट करय अबैत छथि त' जगमोहन सँ ज्ञात होइत छन्हि जे ओ अपन घर बेचि क' अपन परिवारक संग सम्पूर्ण बस सँ काठमांडू लेल विदा भ' गेलाह। ओ अपन मीत कें ऊपर भरोसा नहि क' सकलाह आ सूनसान स्थान कें लेल भारी मोन सँ प्रस्थान क' गेलाह। नाजीर, ओकर पिता कामेश्वर सिंह आ जगमोहन मास्टर रमेश उपाध्याय कें ताकय लेल निकलैत छथि। अपन प्रयास सँ कामेश्वर सिंह बस रोकबाबय मे सफल होइत छथि आ मास्टर साहेब कें बस सँ उतारल जाइत छन्हि। एहि अपहरण मे के शामिल छल आ इंसानी रिश्ता कोना तार तार भ' रहल अछि एकर अद्भुत दर्शन भेल अछि एहि उपन्यास मे जे बिनु पढ़ने नहि समझि सकैत छी। मास्टर साहेब कें घर घुरि चलबाक लेल कामेश्वर सिंह आ जगमोहन अनुनय विनय करैत छथि मुदा जखन बेघर भ' गेलाह त' आब करथु की? मुदा एहि उपन्यासक एक सुखद अन्त होइत अछि आ मास्टर साहेब कें जखन अपन घरक मादे सही जानकारी भेटैत छन्हि तखन घर घुरय लेल मानि जाइत छथि आ उपराम लादल गाछीक घनमुहाँ बेल जँका मास्टर रमेश अधिकारी कर ठग हुनकर आ जी हल्लुक बुझा रहल छलनि।

अहि उपन्यासक उत्थान मे साहित्यकार श्री राजेन्द्र विमल जी बहुत सटीक लिखने छथि : "मैथिलीक ख्यातनामा आख्यानकार श्री रामभरोस कापड़ि 'भ्रमर'क पहिल उपन्यास 'घरमुहाँ' नेपालक मधेश आन्दोलन सँ उपजल उमड़ल जन आकांक्षा, मोहभंग, विकृति, पीड़ा, संवेदनात्मक उद्वेलन, विचार आ जटिलता केँ ध्यान यथार्थ परक चित्रावली उरेहैत समन्वय दर्शन संग मर्मस्पर्शी कृति बनैत अछि।"

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१८.रमेश रञ्जन-एकटा आर बसन्त : तात्कालीन समय आ समाजक प्रतिनिधि नाटक



**𑒩𑒧𑒹𑒬 𑒩𑒘𑓂𑒖𑒢**

## 𑒉𑒏𑒙𑒰 𑒂𑒢 𑒫𑒮𑒢𑓂𑒞 : 𑒞𑒰𑒞𑓂𑒏𑒰𑒪𑒲𑒢 𑒮𑒧𑒨 𑒂 𑒮𑒧𑒰𑒖𑒏 𑒣𑓂𑒩𑒞𑒱𑒢𑒱𑒡𑒱 𑒢𑒰𑒙𑒏

𑒏𑒄𑒉𑒏 𑒠𑒬𑒏 𑒣𑒬𑓂𑒔𑒰𑒞 𑒉𑒏𑒙𑒰 𑒢𑒰𑒙𑒏𑒏 𑒮𑓀𑒮𑓂𑒧𑒩𑒝𑒏𑒹𑒿 𑒬𑒥𑓂𑒠 𑒠𑒹𑒥𑒰𑒏 𑒣𑓂𑒩𑒨𑒞𑓂𑒢 𑒏' 𑒩𑒯𑒪 𑒕𑒲। 𑒁𑒞𑒲𑒞 𑒣𑓂𑒩𑒫𑒹𑒬 𑒂 𑒋𑒯𑒱𑒏𑒹𑒿 𑒞𑒰𑒞𑓂𑒏𑒰𑒪𑒲𑒢 𑒮𑒧𑒨𑒏 𑒮𑒿𑒑 𑒫𑒱𑒫𑒹𑒔𑒢 𑒟𑒼𑒛𑓃 𑒠𑒳𑒩𑒴𑒯 𑒏𑒰𑒩𑓂𑒨 𑒧𑒰𑒢𑒪 𑒖𑒰𑒃𑒞 𑒁𑒕𑒱। 𑒋𑒯𑒳𑒢𑒰 𑒮𑓀𑒮𑓂𑒧𑒩𑒝𑒰𑒞𑓂𑒧𑒏 𑒢𑒱𑒥𑒢𑓂𑒡𑒧𑒹 𑒒𑒙𑒢𑒰𑒞𑓂𑒧𑒏 𑒫𑒱𑒫𑒩𑒝𑒏 𑒂𑒡𑒱𑒏𑓂𑒨 𑒩𑒯𑒪𑒰𑒮𑒿 𑒢𑒱𑒩𑒮 𑒮𑒰𑒯𑒱𑒞𑓂𑒨 𑒩𑒔𑒢𑒰𑒏 𑒮𑓀𑒦𑒰𑒫𑒢𑒰 𑒩𑒯𑒻𑒞 𑒕𑒻। 𑒯𑒧 𑒄 𑒥𑒰𑒞 𑒥𑒳𑒗𑒱𑒞𑒼 𑒉𑒯𑒹𑒢 𑒣𑓂𑒩𑒨𑒞𑓂𑒢 𑒏' 𑒩𑒯𑒪 𑒕𑒲।

𑒫𑒱𑒏𑓂𑒩𑒧 𑒮𑒧𑓂𑒫𑒞𑒏 𑒣𑒰𑒿𑒔𑒧 𑒠𑒬𑒏𑒧𑒹 𑒢𑒹𑒣𑒰𑒪𑒏 𑒧𑒻𑒟𑒱𑒪𑒲 𑒏𑓂𑒭𑒹𑒞𑓂𑒩𑒏 𑒮𑒩𑓂𑒫𑒰𑒡𑒱𑒏 𑒮𑒏𑓂𑒩𑒱𑒨 𑒪𑒹𑒐𑒏, 𑒣𑒞𑓂𑒩𑒏𑒰𑒩 𑒩𑒰𑒧𑒦𑒩𑒼𑒮 𑒏𑒰𑒣𑒛𑓃𑒱 𑒦𑓂𑒩𑒧𑒩 𑒉𑒏𑒙𑒰 𑒂𑒢 𑒫𑒮𑒢𑓂𑒞 𑒢𑒰𑒧𑒏 𑒢𑒰𑒙𑒏 𑒪𑒱𑒐𑒪𑒢𑒱। 𑒢𑒰𑒙𑒏 𑒫𑒱𑒭𑒨 𑒫𑒮𑓂𑒞𑒳 𑒩𑒯𑒻 𑒥𑒰𑒪𑒫𑒱𑒫𑒰𑒯 𑒂 𑒞𑒰𑒯𑒱𑒮𑒿 𑒅𑒞𑓂𑒣𑒢𑓂𑒢 𑒮𑒧𑒮𑓂𑒨𑒰𑒏 𑒣𑒩𑒱𑒝𑒞𑒱। 𑒫𑒱𑒫𑒰𑒯𑒮𑒿 𑒖𑒳𑒛𑓃𑒪 𑒫𑒱𑒭𑒨 𑒫𑒮𑓂𑒞𑒳 𑒩𑒯𑒥𑒰𑒏 𑒏𑒰𑒩𑒝 𑒋𑒯𑒱 𑒢𑒰𑒙𑒏𑒧𑒹 𑒣𑓂𑒩𑒧𑒳𑒐𑒞𑒰𑒮𑒿 𑒠𑒯𑒹𑒖𑒏 𑒮𑒰𑒧𑒰𑒖𑒱𑒏 𑒣𑓂𑒩𑒦𑒰𑒫𑒏𑒹𑒿 𑒪𑒰𑒋𑒪 𑒑𑒹𑒪 𑒩𑒯𑒻। 𑒧𑒰𑒞𑓂𑒩 𑒄 𑒠𑒳𑒢𑒴 𑒞𑒰𑒞𑓂𑒏𑒰𑒪𑒲𑒢 𑒁𑒫𑒮𑓂𑒟𑒰𑒧𑒹 𑒦𑒱𑒢𑓂𑒢 𑒫𑒱𑒭𑒨𑒮𑒿 𑒥𑒹𑒮𑒲 𑒉𑒏𑒠𑒼𑒮𑒩𑒏𑒹𑒿 𑒣𑒩𑒱𑒣𑒴𑒩𑒏 𑒫𑒱𑒭𑒨 𑒖𑒏𑒰𑒿 𑒪' 𑒖𑒰𑒃𑒏। 𑒞𑒰𑒞𑓂𑒏𑒰𑒪𑒲𑒢 𑒮𑒧𑒨 𑒧𑒱𑒟𑒱𑒪𑒰𑒏 𑒮𑒰𑒧𑒰𑒖𑒱𑒏 𑒮𑓀𑒩𑒔𑒢𑒰𑒏𑒹𑒿 𑒮𑒦𑒮𑒿 𑒥𑒹𑒮𑒲 𑒣𑓂𑒩𑒦𑒰𑒫𑒱𑒞 𑒏𑒉𑒢𑒹 𑒩𑒯𑒻𑒏

ओही विषय तँ बहुत रास लेखक साहित्यक विभिन्न विधामे ओहि विषयमे साहित्य रचना कएलनि।

एहि नाटकक लेखन आ प्रदर्शनसँ पूर्वहु नेपालक भूमिमे महेन्द्र मलंगिया अपन पहिल नाटकक रूपमे लक्ष्मण रेखा खण्डित लेखन कएने छलाह आ ओहि नाटककेँ नेपाल आ भारतक मैथिली क्षेत्रमे व्यापक प्रदर्शन भेल छलै। स्वाभाविक छै जे जखन एकटा आन पसन्दक लेखन भेलै त नेपालक साहित्यिक परिवेशमे एहि नाटक प्रति पाठक र रङ्गकर्मी उत्सुक रहए।

ओहि कालखण्डमे हम स्वयं सेहो रङ्गकर्मसँ सक्रियतापूर्वक आबद्ध छलहुँ। हमर सम्बद्धता मिथिला नाट्यकला परिषदसँग छल। जनकपुर परिसरक सर्वाधिक प्रभावशाली ओ समूह एहि नाटकक मञ्चन दिस उत्सुक नहि भ' सकल। एकर कारण विवेचनमे नहि जाएब, मुदा एहि नाटकक पाठ हमरा पढबाक अवसर उपलब्ध भ' गेल रहए। हमरा तखन लागल रहए जे एहि नाटकमे विषयवस्तुक समसामयिकता छै। पात्र आ परिवेश मौलिक छै, संवाद चारगर आ पात्रोचित छै। मञ्चपर एहि नाटकक प्रदर्शन आवश्यक छै। किछुए दिनक अन्तरालमे एहि नाटकक प्रदर्शन कएल गेलै। जनकपुर आ काठमाण्डौमे भेल प्रदर्शन अपेक्षाकृत तात्कालीन अवस्थामे नव मानल जाएबला नाट्यकर्मी सभक समूह आकृति एहि नाटकक प्रदर्शन कएने छल। स्वाभाविक छै प्रदर्शनमे आवेश रहै मुदा प्रदर्शनमे परिपक्वताक आओर बेसी आवश्यकता रहै।

मूलतः हम ई कहऽ चाहलहुँ अछि जे ओहि नाटकक प्रदर्शन देखबाक अवसर भेटल। आब नाटक प्रदर्शनक ढाङ्ग काजक प्रदानशाली नहि, रङ्गमञ्चमे प्रयोग होमओबला विभिन्न अवयवसभ अर्थात लाइट, साउण्ड, प्रोप्स, अभिनेताक कार्य वा समग्रमे निर्देशकक कार्य काजक प्रदानशाली छलै ताहि रूपकँ विश्लेषण ओखनुक दृष्टिए थोड़ जटिल छै। मिथिला उत्तम प्रदानशाली आ कार्यक स्तरपर व्यावसायिक रङ्गमञ्च क' रहल समूहसभ सेहो प्रविधि प्रयोगक दृष्टिए कमजोर छल। अर्थात प्रविधिसँ बहुत परिचित नइ भ' पाओल छल।

जनकपुरमे विनायक बाद आकृतिमे युवा रङ्गकर्मी लोकनि आनन्द भ' उत्साहक संग कार्य क' रहल छलाह। मूलतः रङ्गमञ्च आवेश आ शौकक आधारपर सक्रिय छलै। हमरासभ अधिकांश मैथिल मिथिलाक ग्रामीण रङ्गमञ्चसँ परिचित छी। खासक' पर्व, त्योहार आ उत्सवमे गामसँ बाहर रहनिहारसभ ओहि अवसरपर नाटक करैत छलाह। जाहि नाटकक प्रदर्शन रूपकँ थोड़बा स्मरण कएल जाए त भेटि जाएत, पारसी थिएटरक रूप। ओना त बहुत रास हिन्दी नाटक होइत छलै मुदा मैथिली नाटक सेहो प्रदर्शन शैलीगत स्तरपर आमरूपमे ताहिसँ भिन्न नइ छलै। ओहि समयमे जनकपुर सन जगहपर सेहो गामसँ आएल युवा सभ छलाह, जिनक आधुनिक रङ्गमञ्चसँ खास परिचिति नइ छलनि आ ओ पारसी शैलीक नाटक करैत छलाह। ओकरा आन बसन्तक या0 यथार्थवादी नाटकक जकाँ रहितो प्रदर्शनमे आधुनिक रङ्गमञ्चक प्रविधिसँ वञ्चित रहल। या ई कही जे पारसीक प्रदर्शनात्मक शैलीक चपेटमे रहल नाटक।

एहि नाटकक पाठयन बाद कही त विषय वस्तु समाप्त नहि। नाटकक कथोपकथनमे विशिष्टता देखाओल गेल छल। मिथिलाक समाज छलै ओहि नाटकमे, अर्थात समाजक ओ विभिन्न रूप आ चित्र भेटै छै मिथिलाक एकटा गाममे ओ अत्यन्त प्रभावशाली आ सहजताक संग उपस्थित छल। जेना अभिजात्य सामन्त परिवार जकरा लग अपना जीवनपद्धतिमे आडम्बर छलै, लालच छलै आ समयक अपना मुट्ठीमे नियन्त्रित रखबाक अनवरत प्रयत्न करैत देखल जाइ छलै। निर्धन आ कमजोर छलै जकर जीवन जटिल छलै। जीविकाक हेतु सङ्घर्ष क' रहल छल। वैवाहिक आ संस्कारिक कार्यक निर्वहन सेहो चुनौतीक रूपमे छलै। ओ कहुना दायित्वमुक्त होएबाक विवशतामे रहैत छल। स्वभाविक छै जे एहिसँ सामाजिक त्रासदीक जन्म होइ जे एहि नाटकमे जनमैत छै। एहि नाटकक कालखण्डसँ आओर अतीतमे जाइ त बालविवाह, विधवाविवाह, अनमेल विवाह, बहुविवाह सन सामाजिक कुप्रथाक ओली रूपसह आन स्थानर देखाओल छै। एहन वैवाहिक प्रथासँ सामाजिक विकृतिक चरम विकृष्टता उत्पन्न होइ मुदा एहना वर्ग छलै जे एहन प्रथाक महिमा मण्डन सदा करैत छलाह। अभिजात्य वर्ग अपन अन्दर कुप्रथाक पर्दाक माध्यमसँ छकन छलाह। मुदा श्रमिक वर्ग लाञ्छित होइत छल। अर्थात लाञ्छना मात्र नहि, एहि प्रकारक्षमे कतेको परिवारक विनाश भ' जाइत छलै। एहि नाटकक नाटककार एहि द्वन्द्वक समधानिक' पकड़लनि अछि।

एकटा गरिब बाप अपना बेटीक ब्याहक हेतु व्याकुल अछि। मुदा ओकर व्याकुलता व्यक्तिगत व्याकुलता मात्र छै। बराहक दर राज अनुसार ओ दहेजक भुगतान करबामे असमर्थ अछि तँ ओ बेटीक

𑒞𑒢𑒰𑒏 𑒒𑒩 𑒥𑒴𑒗𑒱 𑒮𑒰𑒍 𑒠𑒹𑒢𑒹 𑒁𑒕𑒱 𑒏𑒰𑒩𑒝 𑒢𑒰𑒩𑒲 𑒂 𑒏𑒱 𑒥𑒮 𑒅𑒧𑒹𑒩𑒑𑒩 𑒣𑒳𑒩𑒳𑒭𑒏 𑒫𑒮𑓂𑒞𑒳 𑒖𑒰𑒞𑒏 𑒩𑒴𑒣𑒧𑒹। 𑒢𑒰𑒙𑒏𑒲𑒨 𑒒𑒙𑒢𑒰 𑒏𑒰𑒩𑒝 𑒁𑒣𑓂𑒩𑒞𑓂𑒨𑒰𑒬𑒱𑒞 𑒢𑒃 𑒁𑒕𑒱। 𑒍𑒯𑒱 𑒥𑒲𑒧𑒰𑒩 𑒣𑒳𑒩𑒳𑒭𑒏 𑒧𑒵𑒞𑓂𑒨𑒳 𑒯𑒼𑒃 𑒕𑒻 𑒂 𑒄 𑒏𑒢𑓂𑒨𑒰 𑒣𑒳𑒢𑓁 𑒥𑒰𑒣𑒏 𑒞𑒢𑒰𑒏 𑒒𑒩𑒏 𑒩𑒴𑒣𑒧𑒹 𑒢𑒻𑒯𑒩𑒧𑒹 𑒩𑒯𑒥𑒰𑒏 𑒪𑒹𑒪 𑒥𑒰𑒡𑓂𑒨 𑒁𑒕𑒱।

𑒢𑒰𑒙𑒏𑒏 𑒏𑒟𑒰 𑒋𑒏𑒠𑒧𑒮𑒿 𑒮𑒱𑒢𑒹𑒧𑒰𑒄 𑒒𑒙𑒢𑒰𑒏𑓂𑒩𑒧 𑒖𑒏𑒰𑒿 𑒂𑒑𑒰 𑒥𑒜𑓃𑒻𑒞 𑒁𑒕𑒱। 𑒋𑒏𑒙𑒰 𑒁𑒦𑒱𑒖𑒰𑒞𑓂𑒨 𑒣𑒩𑒱𑒫𑒰𑒩𑒏 𑒣𑒳𑒞𑓂𑒩 𑒖𑒹 𑒫𑒱𑒫𑒰𑒯 𑒏𑒩𑒥𑒰 𑒨𑒼𑒑𑓂𑒨 𑒅𑒧𑒹𑒩𑒏 𑒁𑒕𑒱 𑒂 𑒍𑒯𑒱 𑒣𑒳𑒞𑓂𑒩𑒏 𑒫𑒱𑒫𑒰𑒯 𑒣𑓂𑒩𑒮𑒓𑓂𑒑𑒮𑒿 𑒋𑒯𑒱 𑒢𑒰𑒙𑒏𑒏 𑒣𑓂𑒩𑒰𑒩𑒧𑓂𑒦 𑒯𑒼𑒃𑒞 𑒕𑒻 𑒂 𑒏𑒱 𑒄 𑒏𑒯𑒲 𑒖𑒹 𑒢𑒰𑒙𑒏𑒏 𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰𑓀𑒬 𑒮𑒧𑒨𑒰𑒫𑒡𑒱 𑒋𑒯𑒱 𑒫𑒱𑒭𑒨𑒣𑒩 𑒏𑒹𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩𑒱𑒞 𑒩𑒯𑒻𑒞 𑒁𑒕𑒱। 𑒄 𑒣𑒳𑒞𑓂𑒩𑒏 𑒑𑒰𑒧𑒏 𑒮𑒼𑒔, 𑒣𑒩𑒧𑓂𑒣𑒩𑒰𑒮𑒿 𑒦𑒱𑒢𑓂𑒢 𑒣𑓂𑒩𑒑𑒞𑒱𑒬𑒲𑒪 𑒂 𑒣𑒩𑒧𑓂𑒣𑒩𑒰 𑒦𑓀𑒖𑒏𑒏𑒹𑒿 𑒩𑒴𑒣𑒧𑒹 𑒠𑒹𑒐𑒪 𑒖𑒰𑒃𑒞 𑒁𑒕𑒱। 𑒖𑒏𑒩𑒰 𑒍𑒯𑒱 𑒢𑒰𑒨𑒱𑒏𑒰𑒮𑒿𑒑 𑒥𑒰𑒪𑓂𑒨𑒁𑒫𑒮𑓂𑒟𑒰𑒏 𑒣𑓂𑒩𑒹𑒧𑒣𑒴𑒩𑓂𑒝 𑒮𑒧𑓂𑒥𑒢𑓂𑒡𑒮𑒢 𑒕𑒻, 𑒖𑒹 𑒫𑒱𑒡𑒫𑒰 𑒯𑒼𑒋𑒥𑒰𑒧𑒹 𑒍𑒏𑒩 𑒠𑒼𑒭 𑒢𑒃 𑒠𑒹𑒐𑒻𑒞 𑒁𑒕𑒱। 𑒖𑒹 𑒍𑒯𑒱 𑒪𑒛𑓃𑒏𑒲𑒏𑒹𑒿 𑒁𑒣𑒬𑒑𑒳𑒢 𑒢𑒃 𑒧𑒰𑒢𑒻𑒞 𑒁𑒕𑒱। 𑒣𑒳𑒢𑓁 𑒍𑒋𑒯 𑒠𑒴𑒢𑒳𑒏 𑒦𑒹𑓀𑒙, 𑒠𑒴𑒢𑒳𑒧𑒹 𑒣𑒳𑒢𑓁 𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩𑓀𑒑𑒞𑒰, 𑒔𑒩𑓂𑒔𑒰, 𑒏𑒱𑒕𑒳 𑒢𑒰𑒙𑒏𑒲𑒨 𑒒𑒙𑒢𑒰𑒏𑓂𑒩𑒧𑒧𑒹 𑒟𑓂𑒩𑒲𑒪, 𑒮𑒮𑓂𑒣𑒹𑓀𑒮 𑒂 𑒣𑒳𑒢𑓁 𑒣𑒳𑒢𑒰𑒓𑓂𑒑𑒢𑒰 𑒣𑒳𑒢𑒲𑒏𑒹𑒿 𑒮𑓂𑒫𑒲𑒏𑒰𑒩𑒼𑒏𑓂𑒞𑒱। 𑒃𑒋𑒯 𑒏𑒟𑒰𑒢𑒏 𑒕𑒻।

𑒋𑒯𑒢 𑒫𑒱𑒭𑒨𑒫𑒮𑓂𑒞𑒳 𑒖𑒏𑒩𑒰 𑒣𑓂𑒩𑒠𑒰𑒢𑒧𑒹 𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰𑓀𑒬 𑒁𑒕𑒱, 𑒖𑒏𑒩 𑒮𑒰𑒏𑓂𑒭 𑒂 𑒩𑒰𑒏𑒰 𑒮𑒧𑓂𑒣𑒴𑒩𑓂𑒝 𑒮𑒧𑒰𑒖 𑒁𑒕𑒱 𑒂 𑒖𑒏𑒩 𑒣𑒏𑓂𑒭 𑒂 𑒫𑒱𑒣𑒏𑓂𑒭 𑒣𑒩𑒧𑓂𑒣𑒩𑒰, 𑒮𑓀𑒩𑒔𑒢𑒰 𑒂 𑒮𑒧𑒨 𑒁𑒕𑒱, 𑒞𑒹𑒯𑒢 𑒫𑒱𑒭𑒨𑒣𑒩 𑒮𑒱𑒩𑓂𑒖𑒢𑒰 𑒏𑒩𑒥 𑒔𑒳𑒢𑒾𑒞𑒲 𑒞 𑒕𑒻। 𑒁𑒢𑒹𑒏𑒼𑓀 𑒞𑒩𑒯𑒏 𑒂𑒩𑒼𑒣𑒏𑒹𑒿 𑒮𑒰𑒧𑒢𑒰 𑒏𑒩' 𑒣𑒛𑓃𑒻 𑒕𑒻। 𑒯𑒧𑒩𑒰 𑒥𑒳𑒗𑒢𑒹 𑒋𑒏𑒙𑒰 𑒮𑒩𑓂𑒖𑒏 𑒋𑒯𑒢 𑒂𑒩𑒼𑒣𑒏𑒹𑒿 𑒣𑒩𑒫𑒰𑒯 𑒢𑒃 𑒏𑒩𑒻𑒋 𑒂 𑒞𑒿 𑒩𑒔𑒢𑒰 𑒏𑒩𑒻𑒋। 𑒞𑓂𑒩𑒧𑒢𑒖𑒲 𑒋𑒯𑒢 𑒔𑒱𑒢𑓂𑒞𑒰 𑒂 𑒠𑒳𑒫𑒱𑒡𑒰𑒮𑒿 𑒠𑒴𑒩 𑒕𑒟𑒱 𑒞𑒿 𑒢𑒱𑒩𑒢𑓂𑒞𑒩 𑒩𑒔𑒢𑒰𑒩𑒞 𑒕𑒟𑒱। 𑒁𑒯𑒴 𑒢𑒰𑒙𑒏𑒧𑒹 𑒄 𑒮𑒰𑒧𑒰𑒖𑒱𑒏 𑒮𑒧𑒮𑓂𑒨𑒰𑒏 𑒫𑒱𑒩𑒳𑒠𑓂𑒡

परिवर्तनक परिकल्पना करैत छथि। एकटा क्रान्तिकारी घटना प्रस्तुत करैत छथि। हुनक दृष्टिकोण छनि बिन्दुक जनता आ शासकीय दमनक गर्भमे क्रान्तिक जन्म भ' सकैत। रत घटना छै। जे ओहि घटनाकेँ ग्रहण करत ओएह परिवर्तनक कठिन मार्गपर आगाँ बढ़ि सकैत। परिवर्तनक संराहक बरबाम पारिवारिक पृष्ठभूमि बाधक होएबाक कथनमे जे सपना होइक मुदा एहि नाटकक माध्यमसँ क्रमर एहि मान्यताकेँ स्थापित कर'मे सफल होइत छथि जे विचारकेँ न त अतित, न त पृष्ठभूमि छेक सकैत।

एहि नाटकक सन्दर्भमे जखन चर्चा आगाँ बढ़बैत छी त हमरा यूरोपिय समाजक परिवर्तनक कालखण्डकेँ (याद संस्मरण भ' अबैत। मार्क्स जीबैत रहथि आ यूरोपिय समाजक सामाजिक, राजनीतिक घटनापर बड़ तीक्ष्ण नजरि रखने रहथि। बहुतो लेखक साहित्यकार वा कलाकर्मी लोकनि सेहो अपन सिर्जन आ प्रदर्शनद्वारा यूरोपक कठिनकालकेँ अभिव्यक्त क' रहल रहथि। ओहि क्रममे स्वयं मार्क्स कहैत छथि जे यूरोपमे पूँजीवाद आ पूँजीक नियन्त्रक द्वारा सत्ता नियन्त्रण क' लेलक अछि। राष्ट्रीयता किया अछि मुदा सत्ता त यर्थार्थतः पूँजीपतिक हाथमे छै। एहि बातकेँ अपन स्पष्ट आ प्रभावी ढंगसँ द्वारा वैचारिक वा राजनीतिक अध्येता लोकनि अपनाकेँ सम्प्रेषित नहि क' सकलाह जकर बाल्जाक अपना उपन्यासक माध्यमसँ करैत छथि। साहित्यमे तात्कालीन समयक इतिहासबोध रहैत छैक। तँ इतिहास आ साहित्य एकदोसरक परिपूरककेँ रूपम संगसँग यात्रा सेहो करैत अछि। ओना साहित्य इतिहासक सम्बन्धकेँ एकर सहजताक संग व्याख्या नहि कएल जा सकैत। तथापि एहि प्रसङ्गकेँ

एहिठाम उल्लेख करबाक इहो कारण अछि जे नाटककार ग्रमर एहि नाटकमे एहन उपकथासभकेँ सायास लओलनि अछि जे नेपालक तात्कालीन समयक एकटा ऐतिहासिक घटनाक्रमक सामान्य रेखाचित्र रहैत अछि। सामान्य कहबाक तात्पर्य ई जे एकर सघन रूप त इतिहासमे मात्र खोजल जा सकैए मुदा साहित्य कोनो [illegible] समयकेँ मुखर रूपेँ अभिव्यक्त क' रहल नहि छै जकरा साहित्यिक पाठककेँ चिन्हित कर' पड़ैत।

एहि नाटकमे नेपालक राजनीतिक परिवर्तन आ ओहि परिवर्तनक प्रभावकेँ उपकथनद्वारा प्रभावी ढंगसँ उठाओल गेल छै। खासकए विक्रम सम्वतक चालिस दशककेँ अन्तमे नेपालमे व्यापक परिवर्तन भेल। सक्रिय राजतन्त्र सीमित शक्तिकसँग मात्र अपनाकेँ कहुना सुरक्षित कएलनि। एकटा दशक मूल सत्ताक परिवर्तन कोना सामान्य घटना नहि रहइ छै। स्वभाविक एकर प्रभाव राजतन्त्र संस्थाक पृष्ठपोषक शक्तियन सहित पड़लै, शक्तिनिहितताक अनुरूपसँ ओहन शक्ति विचलित छल। परिवर्तनक आकांक्षी, समाजक श्रमिक, दलित, वञ्चित वर्ग किछु बेसिए उत्साहमे छल। राजनीतिक परिवर्तनक सामाजिक प्रभावकेँ एहि नाटकमे अत्यन्त कुशलताक सँग लाओल गेल अछि। नाटकक सामन्त पात्र वनवन एकटा बात उल्लेख करैत अछि जे जमिन्दारी चलाएब आब कठिन भ' गेलै। ओ गामक श्रमिक वर्ग जे कहिया जमिनदारक दयापर जीवन निर्वहन करैत छल आब ओहि मालिककेँ टेरनाइ छाड़ि देलकैए। सत्ता आ शक्ति जकरा लग छै तकरा नहि गुदानब त निश्चाह छै। नाट्यकार राष्ट्रिय [illegible] दल राजनीतिक परिवर्तनकेँ प्रभाव आमजन कोना ग्रहण कएलक ता

आमजन कतक सबत राजनीतिक स्फुलिङ्ग क' ललक अछि जे देशक शीर्ष सत्ताकेँ विस्थापित करबाक क्षमता प्राप्त क' ललक से स्पष्ट कयलनि अछि। एहि नाटकमे राय ताय विदित सामन्त मात्र जेना वृद्ध बाघ सन स्थितिमे अछि जे अपना गुफामे कैद अछि आ अपनहिसँ हुमकि रहल अछि। विवश, कमजोर आ कातर बाघ।

नाट्यकार एहि द्वन्द्वकेँ मात्र नाट्यरूप नहि देने छथि ओ वस्तुतः स्पष्ट नहि क' पाबि रहल छथि जे परिवर्तन जनपक्षमे छैक की नहि ! ओ नौकरशाहक गैरजिम्मेदार प्रवृत्तिक आलोचक छथि। नौकरशाह जनताप्रति विनम्र व्यवहार नहि रखैत अछि। ओ कामकेँ बदलामे अतिरिक्त रकमक असूली करैत अछि वा समग्र नौकरशाह अनियन्त्रित आ अराजक भ' गेल अछि, जकरा नियन्त्रण कएनिहार कियो देखाइ नहि दैत अछि। नौकरशाहक जनताप्रति अनुत्तरदायी व्यवहार आ गलत आर्थिक उगाहीक लेल नाट्यकार असूर्त नूतन राजनीतिक परिवर्तनकेँ जिम्मेदार मानैत छथि। मानू पहिने सबकिछु ठीक छलै, सम्पूर्ण तन्त्र अनुशासित छलै। एखन सबकिछु अराजक छै, प्रशासनसँ एहि राज्यकेँ स्थापित करबाक प्रयत्न छै। एहन प्रयत्न मारामारी करैत प्रसङ्गमे प्रयत्नपूर्वक करैत देखाइत छै। मान गाममे चोरक गतिविधि बढ़ि गेलैए त तकरा लेल राजनीतिक परिवर्तनमे खोट देखाइत छै। वृद्ध जननी ई छै जे बदलल ओ परिवर्तन मात्र सत्ता परिवर्तन नहि रहै। ओ व्यवस्थाक परिवर्तन रहै। सयौं वर्ष स्थापित मान्यता, संरचना आ चेतनाकेँ एकटा परिधिक दिस लागल गेल रहै। जे स्वतन्त्र स्वच्छन्द विचरण करैत अछि तकरा लेल सीमा निर्धारण असह्य होइत छै। तात्कालीन

सम्पादक श्रेष्ठताक मान्यता रखनिहार मूलक विरोध करबाबला अनेकाम रहैत अछि मुदा ओ शान्त विद्रोहक लेल किछु खास सरंजाम जुटा रहल अछि। मात्र साहित्यिक माध्यमसँ एहन राष्ट्रक स्थापनाकेँ खण्डनाक प्रयत्न कएल जा सकैत। वर्तमानकेँ कुत्सित देखाएब मात्र अतीत त सुन्दर छलै ताहि मान्यताकेँ स्वतः स्थापना करैत छै। साहित्यिक माध्यमसँ विशिष्ट शस्त्र निर्माण जाहिसँ राजनीतिक, सामाजिक आ सांस्कृतिक पुनरुत्थानकेँ पुनर्जीवन देल जा सकै। पृथक राजनीतिक परिवर्तनकेँ बाद लगभग सए देशम एहन विमर्श देखल जा सकैत। बौद्धिक आ सिर्जनात्मक रूपसँ सेहो पुनरुत्थानक प्रयत्न आ अग्रगमनक प्रतिवादक स्वाभाविक द्वन्द्व देखल जा सकैत।

एहि नाटकमे बापक प्रसङ्ग बड़ प्रभावशाली ढंगसँ राखल गेलैत। बापक विचार मात्र बानी रहैत करैत अछि। ओ एकटा वैचारिक द्वन्द्व सेहो ठाढ़ करैत अछि। गामक राष्ट्र अनिश्चितमे सामन्त आ अपराधी बिच सम्बन्धक प्रगाढ़ता एकटा नव राष्ट्र विघटनाक स्थापना करैत छै। एहि प्रसङ्गमे मध्यम वर्गक वर्गीय चरित्र सेहो बड़ ढंगसँ मुखर भेलैत। ओ परिवर्तनकेँ आधारभूत शक्ति अछि मुदा ओ ताब अवसरवादी सेहो अछि। ओ सङ्घर्ष बादक उपलब्धीक भरोसँ वैध हिस्सेदार अपनाकेँ मानैत अछि। एहिमे कोना तरहक अवरोध रहैत देख' चाहैत। ओ तत्काल लाभक हेतु परिवर्तनकेँ संस्थागत रूप' देब'सँ पहिनहिं आलोचक बनि जाइत अछि। परिवर्तन प्रतिगमनक धरातम हँसैत चलि जाइत छै। मध्यम वर्ग अपना अधैर्यताक कारण समूचा परिवर्तनकेँ संकटग्रस्त बना दैत छै।

नाटकमे एहन समस्याक कारक परिवर्तन दिस संकेत कएल जाइत छै ई नाटकक कथाक सहज विकासक्रम नहि छै। नाट्यकार अत्यन्त सहज रूपें उपकथाक माध्यमसँ मूल कथाक अङ्कक रूपमे एहन विषयकेँ दृष्टिगत करैत छथि। स्वाभाविक छै जे एहन नाट्यअवस्थिति पाठक अविश्वसनीय बुझाइत छै। एकटा आन वसन्त सेहो एहन अवस्थासँ गुजरल अछि। नाटक नायिकापर स्वाभाविक छै जे बहुतोक नजरि होइ। ओकर रूप आ यौवन बहुतोकेँ आकर्षित करैत होइ। किया स्वयं भोगक इच्छा नहियो होएत किया ओहि भोगाक माध्यमसँ आर्थिक उपार्जनक प्रयत्नमे होएत। एहनसन नाटकीय घटनाक्रममे एकटा एहन अवस्थाक निर्माण होइत छै जत' चोर, अपराधी आ कथित भलादमी नाटकक नायिकाकेँ बेचक' आकर्षक रकम उगाहीक निष्कर्षपर पहुँचैत अछि आ ताहि हेतु आवश्यक प्रयत्न सेहो प्रयोग करैत अछि।

नाटकक नायिका नाटकक प्रारम्भिसँ चरम यातना भोगि रहल अछि। नैहर, सासुर आ पुनः नैहरक दुःखपूर्ण यात्रामे ओहि यात्राप्रति दर्शक वा पाठकक सहानुभूति अर्जन करैत अछि। मुदा ओहि यात्रासँगे अप्रत्याशित घटना होइत छै। जे कि घटनाक्रमकेँ रहस्यमयी बनबैत छै। नायिकाक अपहरण आ बेचबाक प्रकरण आगू बढ़ैत छै। महिला बेचबिखनक विषय नेपालक पहाड़ी क्षेत्रक हेतु आम छै मुदा मिथिला क्षेत्रक हेतु ई अवस्था अत्यन्त अविश्वसनीय जकाँ लगै छै। नेपालमे राणा शासनक उदयसँगे ब्रीटिश शासकसँग ऐतिहासिक सम्बन्ध रहलै। भारतमे सिपाही विद्रोहकेँ दबएबाक लेल नेपालसँ सेना गेल रहै पश्चात नियमित रूपमे भारतीय सेनामे नेपालक गोर्खा

रजिमहूक नृत्य एखनो धरि कायम छै। तहिना नेपालक तात्कालीक शासक ब्रीटिश फौजक हेतु नेपालसँ यौनकर्मीक नृत्य लऽ कऽ गेल जाइत छलै ई प्रथा पहाड़क खास ठाम एखनो कायम छै मुदा मिथिला वा तराइक दुरागमन लऽ कऽ भगबाक घटना प्रायः नहि देखाइत छै। एहि नाटकमे नायिकाकेँ भगबाक सन्दर्भमे अनेक शोषकेँ हाथे भगबाक बात उल्लेख छै जे कि नाट्यकारक अप्रत्याशित परिकल्पना जकाँ बुझाइत छै। तराइक दुरागमसँ श्रम करबाक हेतु खाड़ी देशसभमे घुमा त जाइत रहल अछि मुदा युवतीकेँ लऽ जएबाक घटना खास चर्चामे नहि छै। तखन प्रश्न उठै छै जे किएक नाट्यकार एहन परिकल्पना कएलनि। महिला तहूमे कमजोर वर्गक महिलाक संग यौन शोषणक व्यापक विस्तार त एहिठामक शोषक सामन्त वर्गद्वारा होइत रहलैए। मैथिली साहित्यमे एहन घटनाक प्रधानताक कमी साहित्य छै। संभवतः एहिसँ भिन्न नाट्य अवस्थिति निर्माण करबाक लेल एकटा भिन्न घटना नाटकक हेतु आवश्यक बुझल होएताह। मुदा नाटक जाहि परिवेश आ घटनाक्रमकेँ ल' क' बुनल जा रहल छलै ताहिमे ई घटना विश्वासक उपीकरण दिस ल' जाइत छै।

ई होइक मुदा समस्याक आ सन्दर्भ कोना समाजक बदलैत नहि छै। कोन कथा कालजयी अर्थात समकालीनताकेँ जोगाक' राखत आ कोन घटना एकटा कालखण्ड प्रतिनिधि बनबा र' क' रहि जाएत तकरा निर्धारण नाटकक विषय, संरचना, शिल्प निर्धारण करैत छै। एहि नाटककेँ ई निष्कर्षपर पहुँचल जाए त बात होएत छै जे लेखक अपना समयक इतिहासक आवाजकेँ रचनामे लबैत अछि।

रचनाकारक अपन निजता सेहो ओहिमे रहितै छै मुदा ओहि कथ्यक गूँज अनुगूँज स्पष्ट छै जकरा लेखक अपना ढंगमे रूपान्तरित कएने अछि। वस्तुतः लेखक एकटा व्यक्ति अछि मुदा ओ ओही समाजसँ कोना ने कोना रूपमे शैली ग्रहण कएने अछि। एमन जी सेहो तात्कालीन समाज, संस्कृति आ राजनीतिसँ अपन रचना आ विचारधाराक आधारपर कथ्य आ शैली ग्रहण कएलनि आ एकटा नाटकक सिर्जना कएलनि। ई नाटक चारि दसकक बाद विमर्शक हेतु आकर्षित कएने अछि।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१९.विनय भूषण-इजोतक आश जगबैत एमनक गजल



विनय भूषण

## ईर्ष्याक आगि जरबैत प्रेमक गजल

साहित्यक कोनो विधाक नव व्याकरणक निर्माणमे साहित्यकारक महत्वपूर्ण भूमिका रहैत अछि। समय, परिवेश आ स्थानसँ पृथक रचनाकारक रचना कम प्रभावित रहैत अछि। कविता, कथा, उपन्यास वा नाटकक स्वरूप एवं कोनो कालखंडक प्रभाव एतब कोनो नव बात नहि। रचनाकारक रचना-प्रक्रियामे हुनका आगाँ ठाढ़ रहैत अछि विशाल पाठकगण। रचनाकार ई चाहैत अछि जे ओ जे बात कहऽ चाहैत अछि ओहि बातसँ पाठकगण बूझि सकय। पाठकगणसँ जे बात ओ कहय चाहैत अछि, ओहिमे सामाजिक सरोकार संगुम्फित रहैत अछि। जखन रचनाकार अपन रचना-प्रक्रियासँ सामाजिक सरोकार सँ जुड़ैत अछि, तखन हुनक आँखिक आगू ठाढ़ रहैत अछि सामाजिक स्वरूपक विशाल, ताना-

बात। ओ समाजमे होइत सकारात्मक परिवर्तनसँ अपन सहमति अभिव्यक्त करैत अछि, संगहि समाजक किछु नकारात्मक परम्परासँ ओ अपन असहमतिसँ अभिव्यक्त करैत अछि। रचनाकारक अन्तरक जे भाव होइत अछि, से रचनामे स्पष्ट अभिव्यक्त भऽ जाइत अछि। अपन हृदयमे जनमैत अनेकानेक वैयक्तिक भावमे सार्वजनिक भाव भऽ जयबाक जे प्रक्रिया रहैत अछि, सैह प्रक्रिया कोनो साधरण लोकसँ विशिष्ट रचनाकार बना दैत अछि। मैथिलीक वरिष्ठ साहित्यकार श्रीनारायण कर्ण 'प्रेमल' जीक रचना प्रक्रियामे उक्त भाव-बोध सँ सहजहि अनुभव कयल जा सकैत अछि। हम एकरा अपन दुर्भाग्य मानि रहल छी, जे हुनका द्वारा सृजित समस्त साहित्यिक कृतिसँ हम नहि पढ़ि सकलहुँ। पोथीक अनुपलब्धता आ अपन जटिल जीवन-संघर्षसँ एकर कारण कहल जा सकैत अछि। मुदा, विभिन्न पत्र-पत्रिकामे छिड़िआयल हुनक अनेकानेक रचनासँ पढ़बाक सौभाग्य अवश्य प्राप्त होइत आबि रहल अछि। हुनक रचना सभमे मिथिलाक गौरवमय अतीतक भाव-विह्वल वर्णन, लोकक सुख-दुखक अभिव्यक्ति मनुक्खताक संवेदनाक कठमछी अलापित होइत प्रेमसँ बचाऽ लेबाक छटपटाहटिसँ सहजहि अनुभव कयल जा सकैत अछि। एखन हुनक गजल संग्रह 'अन्हरियाक चान' हमर आँखिक सामाँ अछि। एहि संग्रहक अध्ययन-मनन हमरा अभिभूत कऽ रहल अछि। 'गजल'सँ शिल्प व शास्त्रीय-विधान पर चर्चा करबासँ पहिने हुनक एकटा उक्तिसँ उद्धृत करब हमरा आवश्यक बुझाइत अछि- 'हमरा गजल लिखबाक लेल कोनो सूत्र नहि रहए। स्पष्ट सूत्र लिखाइत रहल। हम शुरुएमे कहि दी जे हमर गजलसँ शास्त्रिय तराजू पर तौलबाक काजो नहि हो जे हमरा

